ISSN 2229-547X VIDEHA

# 'विदेह' ७० म अंक १५ नवम्बर २०१० (वर्ष ३ मास ३५ अंक ७०)

 

वि दे ह *विदेह Videha* বিদেহ ***http://www.videha.co.in*** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own scriptRoman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi

*एहि अंकमे अछि:-*

१. संपादकीय संदेश

२. गद्य

ISSN 2229-547X VIDEHA

ISSN 2229-547X VIDEHA

२.४.१.जगदीश प्रसाद मंडल- विहनि कथा- कौआक मैनजन

२. अनमोल झा- चारिटा विहनि कथा ३.ज्योति- एकटा विहनि कथा-ध्वनि-प्रतिध्वनि

२.५.बिपिन कुमार झा- प्रदेश केर विकास : एक चिन्तन- (बिहार-विकास सन्दर्भ मे आलोचनात्मक अभिव्यक्ति)

२.६.विरेन्द्र कुमार यादव- कथा- नाह आओर जिनगी

२.७.जितेन्द्र झा- महाकवि विद्यापति अक्षयकोष

-




(वर्ष ३ मास ३६ अंक ७१) http://www.videha.co.in/ मानुषीमिह संस्कृताम्
ISSN 2229-547X VIDEHA

२.८.बेचन ठाकुर- नाटक- बेटीक अपमान

## ३. पद्य

३.१.१.डॉ. नरेश कुमार 'विकल'२. संस्कृति- कतऽ जाइ....३. गंगेश गुंजन- आउ हनुमान

३.२.राजदेव मंडलक किछु कविता

-

ISSN 2229-547X VIDEHA

३.३.ज्योति सुनीत चौधरी-मिथिला चित्रकला

३.४.१.उमेश मंडल किछु कविता २. राजेश मोहन झा- कविता- घुरना मोन पड़ैए

३.५.१.शिव कुमार झा-शिवकुमार झा टिल्लू २. मुन्नाजी-हाइकू ३.किशन कारीगर

ISSN 2229-547X VIDEHA



३.६.१. सतीश चन्द्र झा- **सौंसे बिहार एखनो बेहाल**



२. रामविलास साहु- कविता-कोशीमे समाएल जिनगी

-




३.७. कालीकान्त झा बूच- अंतिम- कविता- कहिया धरि उदासी

-



३.८. गंगेश गुंजन- राधा- २६ म खेप

ISSN 2229-547X VIDEHA

४. मिथिला कला-संगीत-१.  ज्योति सुनीत चौधरी

३  श्वेता झा (सिंगापुर)

भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

.1.1.NEVER SET-  - SHEFALIKA VERMA-translated by self 2.Original Poem in Maithili by

ISSN 2229-547X VIDEHA

"shabdashastram" by Gajendra Thakur re-written in English by the author himself.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

विदेह आर.एस.एस.फीड।







ISSN 2229-547X VIDEHA

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।



ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाऊ।

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।

http://devanaagarii.net/

ISSN 2229-547X VIDEHA

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 3.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



ISSN 2229-547X VIDEHA

भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभूमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र **'मिथिला रत्न'** मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू **'मिथिलाक खोज'**

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू **"विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"**

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

ISSN 2229-547X VIDEHA

# १. संपादकीय

स्वर्गीय जयकान्त मिश्रक सुपुत्र श्री कशिक मिश्र सूचित केलन्हि अछि जे हुनकर पिताजीक समस्त मैथिली पुस्तकालय मैथिली विभाग, ल. ना. मि. वि.वि. दरभंगाकेँ दऽ देल गेल अछि जाहिमे २५०० सँ बेशी पोथी-पत्रिका छै। मैथिलीक विद्यार्थी-शोधार्थी ओकर उपयोग कऽ सकै छथि।

***सूचना:*** **अन्तराष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन काठमाण्डौ मे २२ आ २३ दिसम्बर २०१० केँ श्री रामभरोस कापड़ि "भ्रमर"क संयोजकत्वमे आयोजित भऽ रहल अछि। श्री कापड़ि नेपाल प्रज्ञा संस्थानमे मैथिलीक प्रतिनिधित्व कऽ रहल छथि आ ई साहित्य क्षेत्रमे नेपालक सभसँ पैघ प्रतिष्ठाबल पद अछि ओहिना जेना भारतमे "साहित्य अकादमीक फेलो" होइत अछि।**

ISSN 2229-547X VIDEHA

**२२ दिसम्बर २०१० कँ ई आयोजन नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठान, कमलादी, काठमाण्डौ आ २३ दिसम्बर २०१० कँ अग्रवाल सेवा केन्द्र, कमल पोखरी, काठमाण्डौमे आयोजित होएत। दुनू दिन आवस आ भोजनक व्यवस्था ग्रवाल सेवा केन्द्र, कमल पोखरी, काठमाण्डौमे रहत।**

**नाटक-एकांकी विशेषांक/ मैथिली-समीक्षा विशेषांक:** विदेहक हाइकू, गजल, लघुकथा आ बाल-किशोर विशेषांकक बाद विदेहक 15 दिसम्बर 2010 अंक नाटक-एकांकी विशेषांक आ 15 जनवरी 2011 अंक मैथिली-समीक्षा विशेषांक रहत। एहि लेल टंकित रचना, जकर ने कोनो शब्दक बन्धन छै आ ने विषएक, *13 दिसम्बर 2010 धरि नाटक-एकांकी विशेषांक लेल* आ *13 जनवरी 2011 धरि मैथिली-समीक्षा विशेषांक* लेल लेखक ई-मेलसँ पठा सकै छथि। रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) ggajendra@videha.com कँ मेल अटैचमेण्टक रूपमेँ .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकैत छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचय आ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेताह, से आशा करैत छी। रचनाक अंतमे टाइप रहय, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहल अछि।

(विदेह ई पत्रिकाकेँ ५ जुलाइ २००४ सँ एखन धरि १०७ देशक १,६११ ठामसँ ५२,६४७ गोटे द्वारा विभिन्न आइ.एस.पी. सँ २,७७, ९५२ बेर देखल गेल अछि; धन्यवाद पाठकगण। - गूगल एनेलेटिक्स डेटा।)



गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

## २. गद्य






ISSN 2229-547X VIDEHA

२.१.श्रीमती शेफालिका वर्मा- आखर-आखर प्रीत (पत्रात्मक आत्मकथा)- आगाँ

-

२.२.१. विनीत उत्पल- दीर्घकथा- **घोड़ीपर चढ़ि लेब हम डिग्री** २.रामकृष्ण मंडल 'छोटू'- कथा- बाप ३.**नन्द विलाश राय**- कथा अइना

-

२.३.सुजीतकुमार झा- संस्मरण-चुनचुन मिश्र

ISSN 2229-547X VIDEHA

२.४.१.  जगदीश प्रसाद मंडल- विहनि कथा- कौआक मैनजन

२.  अनमोल झा- चारिटा विहनि कथा ३.  ज्योति- एकटा विहनि कथा-ध्वनि-प्रतिध्वनि

२.५.  बिपिन कुमार झा- प्रदेश केर विकास : एक चिन्तन- (बिहार-विकास सन्दर्भ मे आलोचनात्मक अभिव्यक्ति)

२.६.  विरेन्द्र कुमार यादव- कथा- नाह आओर जिनगी

२.७.  जितेन्द्र झा- महाकवि विद्यापति अक्षयकोष

-



(वर्ष ३ मास ३६ अंक ७१) http://www.videha.co.in/ मानुषीमिह संस्कृताम्
ISSN 2229-547X VIDEHA

२.८.  बेचन ठाकुर- नाटक- बेटीक अपमान



श्रीमती शेफालिका वर्मा- आखर-आखर प्रीत (पत्रात्मक आत्मकथा)- आगाँ

*जन्म:९ अगस्त, १९४३, जन्म स्थान : बंगाली टोला, भागलपुर । शिक्षा: एम.ए., पी.एच.डी. (पटना विश्वविद्यालय),ए. एन. कालेज, पटनामे हिन्दीक प्राध्यापिका (अवकाशप्राप्त)। नारी मनक ग्रन्थिकेँ खोलि करुण रससँ भरल अधिकतर रचना। प्रकाशित रचना: झहरैत नोर, बिजुकैत ठोर, विप्रलब्धा कविता संग्रह, स्मृति रेखा संस्मरण संग्रह, एकटा आकाश कथा संग्रह, यायावरी यात्रावृत्तान्त, भावाञ्जलि काव्यप्रगीत, किस्त-किस्त जीवन (आत्मकथा)। ठहरे हुए पल हिन्दीसंग्रह। २००४ई. मे यात्री-चेतना पुरस्कार।*

*शेफालिकाजी पत्राचारकेँ संजोगि कऽ "आखर-आखर प्रीत" बनेने छथि। विदेह गौरवान्वित अछि हुनकर एहि संकलनकेँ धारावाहिक रूपेँ प्रकाशित कऽ। - सम्पादक*

.......

ISSN 2229-547X VIDEHA

सस्नेह- केदारनाथ लाभ, राजेन्द्र कॉलेज, छपरा।

एखन धरि हुनका सँ हमरा भेंट नहि भेल छल। ई पत्र हमरा ओ सहरसाक पतासँ देलनि-हम डुमरा मे छलौं।

प्रिय रजनी

मेरे स्नेह ।

राखी का त्योहार आने के बहुत पहले से तुम्हारी स्नेहिल स्मृतियाँ घनीभूत होने लगती हैं और मैं राखी की तुम्हारी राखी की प्रतीक्षा करने लगता हूँ । और हर वर्ष की भाँति इस वर्ष भी सही समय पर तुम्हारी राखी-तुम्हारी स्नेह-सुगंध से महमहाती - आ गयी । हृदय जुड़ा गया मन-प्राण आप्यापित हो उठे आँखे हर्ष-उल्लास से फैल गयी ।

सलोनी पूर्णिमा को वह राखी मेरी कलाई मे बाँधकर मानो दो प्राणों को जोड़ गयी । यह सलोनी पूर्णिमा भी क्या गजब का दिन है। भाई-बहनों को स्नेह-सूत्र मे बाँधकर आनन्द की ज्योत्सना उड़ेल देती है उस दिन की हर घड़ी । राखी के सूखे धागे मे स्नेह का काव्य-रस छलक उठता है छूट उठती है किसी दूर से आनेवाले संगीत की मादक स्वर लहरी नाच उठता है प्रसन्नता से मन का मयूर और राखी भेजनेवाली बहन को मेरा हृदय अशीषने लगता है।

ISSN 2229-547X VIDEHA

तुम्हारा जीवन सुख शान्ति और समृद्धियों के संगीत से गूँजता रहे, तुम शतायु होकर अपनी साहित्य-साधना से लोक मंगल करती रहो - यही इस भाई की अशेष कामना है।

विश्वास है तुम सबके सब सानन्द हो । वर्मा जी को मेरा स्नेह निवेदित हैं। शुभकामनाओं

सहित।

तुम्हारा भाई

केदार नाथ लाभ

भारत छोड़ो स्वर्ण जयंती

9 अगस्त 93

आदरणीया शेफालिका जी

यथोचित

भाई नीरज से और आपके पत्र से भी यह विश्वास जगा कि आप जैसी सशक्त लेखिकाओं के मन-मस्तिष्क मे भी निशांत के प्रति किसी न किसी अनुपात मे जगह हैं । बस इसी समर्थन भाव के

ISSN 2229-547X VIDEHA

बल पर ही तो निशांत धारा के प्रतिकूल जूझता हुआ अपने महान उद्देश्यों की प्राप्ति की ओर बढ़ रहा है। अतः आपलोगों का यह समर्थन हमारे लिए काफी बहुमूल्य है। और इस समर्थन भाव के प्रति आप जैसी महानुभावों का निशांत सदा ऋणी रहेगा ।

पत्र-पत्रिकाओं के जरिये शायद पता चला हो कि पिछले महिने 19 जनवरी 1960 को महान

साहित्यकार व चिन्तक माननीय आनन्द शंकर माधवन जी के संरक्षकत्व तथा श्री रामाधिकारी शर्मा की अध्यक्षता मे लेखकों के हितों की रक्षा एवं उनके मूलभूत उद्देश्यों की पूर्ति के उद्देश्य से भारतीय राष्ट्रीय लेखक संघ को स्थापना की गई है।

राष्ट्रीय स्तर के इस संघ का विभिन्न राज्यों तथा जिलों मे शाखाएँ तेजी से खोली जा रहीं है। बिहार के बतीसो जिलों मे से अधिकांश मे तथा कुछ राज्यों मे यथाशीघ्र इसकी शाखाएँ खोलकर एक जबर्दस्त अधिवेशन आहूत करने की घोषणा है।

आप भी संभवतः इस बात से सहमत हों कि वर्त्तमान समय मे बिना एकजुट हुए लेखक अपने अस्तिव की रक्षा नहीं कर सकते । इन्हीं सब महत्त्वपूर्ण उदेश्यों की पुर्त्ति के लिए

ISSN 2229-547X VIDEHA

'writers club' की स्थापना की गई है। जिसमे आप जैसे सशक्त और समृद्ध लेखिकाओं का योगदान अपेक्षणीय है। चाहता हूँ आप भारतीय राष्ट्रीय लेखक संघ के संयोजन का भार स्वीकार कर सहरसा मे इसकी जिला शाखा खोलकर अपना महत्पूर्ण योगदान दें । निश्चय ही आपका ऐसा समर्थन हमारे लिए एक गौरव की बात होगी । आप इस सम्बन्ध् मे वहाँ के अन्य लेखक-लेखिकाओं से संपर्क साध कर हमे सूचित करें । फिर मैं आपको विवरण सहित संयोजक मनोनयन पत्र डाक से भेज दूँगा । कार्यकारिणी गठन के पश्चात आपके सुविधानुसार भा॰आनन्द शंकर माधवन जी के द्वारा इसका उद्घाटन समारोह भी सम्पन्न कराया जा सकता है। जिससे भारतीय राष्ट्रीय लेखक संघ के सम्पूर्ण

उद्देश्यों की जानकारी वहाँ के लेखकों तथा बुद्दिजीवियों को मिल जायेगी ।

हमलोगों को भी आपसे मिलकर प्रसन्नता होगी । तत्काल मैं परीक्षा मे व्यस्त हूँ फिर भी

आपको इस सम्बन्ध मे पत्र लिखते हुए रा ले सं की शाखाएँ खुल चुकी है आशा करता हूँ आपका भी हमे भरपूर सहयोग समर्थन प्राप्त होगा।

इन्हीं आशाओं के साथ ।

ISSN 2229-547X VIDEHA

शुभकामनाओं सहित

विकास पाण्डेय

मंत्री भारतीय राष्ट्रीय लेखक संघ

भागलपुर 25 7 79

मान्यवर शेफालिका जी

बिहार विश्वविद्यालय मुजफ्फरपुर से हम अभयुक्ति मैथिली गीतिकाव्य मे प्रगतिशील चेतना पर शोध क रहल छी। प्रगतिशील एवं मैथिली गीतक संदर्भ मे हमरा अपने सँ किछु जिज्ञासा अछि। अपने सन प्रसिद्ध साहित्यकार विद्वान आ महान लेखिका हमर जिज्ञासा कँ सिद्ध क सकथि। इएह सोचि किछु प्रश्नावली अपनेक सेवा मे प्रस्तुत क रहल छी कृपया पन्द्रह दिनक अनन्तर एकर उत्तर लिखिक कृतार्थ कएल जाए। हमरा आशा नहि पूर्ण विश्वास अछि जे अपने हमर कार्य सिद्धिक श्रेय अवश्य लेब।

अपनेक

पूनम कुमार बर्मा

द्वारा डा शान्ति सुमन

ISSN 2229-547X VIDEHA

मिठनपुरा मुजफ्फरपुर

महोदया शेफालिका जी

फगुआ आबि रहल अछि। फगुआ मे तीत मीठक अनुभव लेने होयब। किछु घटना एहनो

भेल होयत जे फगुआ के नामे सुनला सँ मानस पटल पर नाचऽ लगैत होयत। किछु मनलगगु होयत तँ किछु अनसोहांत आ किछु तँ निठ्ठाहे जोगरक एहने सन किछु अविस्मरणीय घटना मिहिरक पाठककें सुनाबी से आग्रह

भवदीय

दिलीप कुमार सिंह झा

मिथिला मिहिर 7 2 89

ई पत्र पढ़ि मोन पड़ि जाइत अछि डुमरा बाबू जी संग केओ होली नहि खेलि सकैत छल लेकिन सूकू बाबूजीक मुँह मे अबीर आ देह मे रंग दय खूब थपड़ी पारैत छली। पाछा पाछा पींकी लीली-दादाजी हम्मु-बाबूजी खिलखिलाके हँसैत छलाह। ब्याहक बाद एक

ISSN 2229-547X VIDEHA

बेर फगुआ मे वर्मा जी अपन जिगरी दोस्त कहु वा कि लंगोटिया यार बच्ची बाबूक संग भांगक लोटा लय पहुँचि गेलैथ रंग अबीरक नशा मे मातल - हमरा सँ भांग पीबाक आग्रह केलन्हि। आय धरि कहियो हम वर्मा जी के भांग पीबैत नहि देखने छलौं। भरि दिन सीरा आगुक पूआ पकवान बनवैत गौआं संग रंग खेलैत हम एकदम थाकि गेल रही! आब अबीर खेलय बलाक टोली देओर ननदि सभ बाँचले छल! चूँकि ब्याहक तीन चारि बरीस बाद होली मे रहबाक अवसर भेटल छल! पढ़ैत छलौं तँ होलीक छुट्टी एक हफ्ताक मात्रा होइत छल-पटना सँ डुमरा काशी जकाँ त्रिशूल पर छल!

साँझ भऽ गेल छल! जल्दी जल्दी गोसाँय कें साँझ देलौं। समस्त वातावरण सिनुरिया भऽ गेल छल! सभ अलमस्त ताहि पर बेर-बेर हिनक आग्रह भाँग पीबाक! तामस बड़जोर छल जकरा पान बीड़ी सिगरेट सुपारी चाह काफी पीबाक हिस्सक नहि छल ओ एकदम सँ सीधे भांग पर उतरि गेल छलाह। अनटोटल कथा सुनिते बिथा- हमरा हिनक जिद बड़ विचित्र लागि रहल छल- पता नहि भांग पीबाक बाद हमर की दुर्गत होयत हम निहोरा करैत बाजलौं- हम सासुर मे छी पटना मे नहि कोनो उच्छृंखलता भऽ जाइत तँ अन्हेर भऽ जाइत।

और मुँह फुलाय कोना मे बैसि गेलाह-

ISSN 2229-547X VIDEHA

सोचैत रही हमहुँ रूसि सकितहुँ मुदा तुर्रा तँ ई छल गलतीयो वएह करैत छलाह आ मनाब हमरे पड़ैत छल। ओ तँ तामसे कबाब जकाँ जरल जरल रहैत छलाह। नहि जानि ई पति नामधारी जीव किएक अपन पत्नी पर एतेक रोब झाड़ैत छथि जेना हुनक जन्मसिद्ध अधिकार होय-

आ आइ फगुआक राति ई अप्रसन्न भऽ जेताह तँ हमही अपन प्रसन्नता लय की करब, हमर प्रतिष्ठा आब अहाँक हाथ अछि। जँ बाबूजी जानि जेताह तँ नहि जानि कोन अनर्थ भऽ जाइत। हम हिनका समक्ष विवश भऽ गेलौं, एक दिसि बाबूजीक धियान अबैत छल जे अपना जमानाक प्रभुत्व सम्पन्न जमींदार मुखिया आ हिमालय सन व्यक्तित्वक स्वामी छलाह जिनका सँ बात करबाक अपन बेटा सभकें साहस नहि होयत छल दोसर दिसि ललित लवंग लतापरिशीलन सन अपन सुन्दर पति देवताक निर्दोष प्रेममय पहिलुक आग्रह-

जीत हुनक भऽ गेल! हमरा एक गिलास दूध सँ भरल शरबत पीआय एकटा विजयिनी मुस्कीक संगे यार दोस्तक टोली मे कचहरी पर चलि गेलाह।

सासुर मे पर्दाप्रथा तँ कठोर रूपें लागू छल। हवेली सँ बाहर नहि निकलि सकैत छलौं। दलान पर नहि बैसि सकैत छलौं। गामक इजोरिया पूर्णिमाक इजोरिया अंगनाक कोन कोन मे पसरि गेल छल





ISSN 2229-547X VIDEHA

मदमस्त भऽ। गामक टोली पर टोली ढोल झाल मृदंग हरमुनिया लऽ कऽ फाग गबैत निसाँ मे चूर अबैत छल-जल कैसे रे भरी जमुना गहरी-नामी नामी केसिया भुंइयाँ मे लोटै हे पिया परदेश मोरा दीयरा लुभेलक गीतक समवेत स्वर लहरी पर आसमान झूमि रहल छल धरती नाचि रहल छल-चान निमिमेष ताकि रहल छल-

अचक्के हमर कान मे सन्न-सन्न स्वर अबय लागल! जेना कतेको माईकक स्वर कतेको घड़ी घंटक स्वर गूँजित भ रहल होय। हमर माथ घूम लागल आ अचक्के लागल जे हम एकमद हल्लुक भऽ गेल छी। हम अपना के जाँचवा लेल उठि के ठाड़ भऽ गेलौं। एक डेग धरती पर राखलौं कि हम धरती पर छी वा कि हवा मे! फेर दोसर डेग आस्ते सँ राखलौं- डेगा डेगी नपैत हम किछ दूर चलैत रहलौं आ लागल जेना हवा सँ हल्लुक हम भऽ गेल छी- हम अन्तरिक्ष मे परी जकाँ उड़ि रहल छी। चारू कात निस्तब्धता पसरल छल। रात्रि तीति भीजि अलसाय सूतल छल इजोरियाक कोरमे।

नहि जानि कोन ज्वार उठल हम एहिना डेगा डेगी दैत उड़ैत दलान पर पहुँचि गेलौं जे पुतौह सभ लेल वर्जित स्थान छल! हमर आँचर अस्त व्यस्त दलान एकदम सून्न इजोरियाक शुभ्र वसन समूचा प्रकृति कें धवल बना देने छल। ओसाराक पाया पकड़ि हम खूब हँसय लागलौं। हमर अचेतन मे ई भाव स्पष्ट छल जे हम

ISSN 2229-547X VIDEHA

अनुचित कऽ रहल छी मुदा चेतन मे अपना कें संभारि नहि पबैत रही।

अचानक बाबूजी गाम दिस सँ घूमैत दलान पर आबि गेलाह। हमरा ओहि अवस्था मे देखि निश्चित रूप सँ ओ अचंभित भऽ गेल हेताह। हमरा लागल जे दूर सँ आँखि फाड़ि-फाड़ि देखि रहल छलाह जे ई कनिये थीकिह ने हम तँ भांगक मस्ती मे छलौं। हुनका देखि आर जोर सँ ठहाका लगबए लगलौं। मुदा हम जानि रहल छलौं जे हम गलत काज कय रहल छी। तावत बाबूजीक पाछा पाछा ई अपने आबि गेलैथ।

दलान पर हमरा एसगरे देखि बताहि जकाँ ठहाका लगबैत देखि हिनका बहुत जोर तामस उठि गेलैक ताहि पर बाबूजीकें ठाड़ देखि- अचक्के हिनका अपन करनीक धियान एलैक त भागि कें अंगना चलि एलैथ- पाछू पाछू बाबूजी धीर गंभीर चालि सँ चलि गेलैथ। राति कछमछी मे हिनकर बीति गेल- अहाँ हमर करनी सभ कें तँ नइ कहि देलीयैक हम आय धरि सोचि रहल छी - बाबूजी

अपना मने की सोचैत हेथीन- किएक ककरो लग एकर जिज्ञासा नहि केलखिन- कहीं बाबूजी सेहो तँ नहि भाँग सँ मातल रहथीन- मुदा ई सत्य छैक जे हमरा मे एखनो ई घटना एकटा अपराध बोध जगा जाइत अछि-

ISSN 2229-547X VIDEHA

सेवा मे

चिर सौभाग्यवती श्रीमती शेफालिका जी

अशेष आशीष ।

अहाँक पत्र भेटल । श्री गोपी बाबू अहाँक सम्बन्ध मे वड़ आकुल छथि । स्थिति सँ अवगत भेलहु । अहांक जे व्यवधान से किन्नहु नहि रहत माँ भगवती श्री 108 उग्रतारा माइ अहांक समस्त व्याकुलता के हरण कै लेती । हम दिसम्बर कें वनगामक हेतु चलब आ 3 दिसम्बर के वनगाम पहुँचि जायब । अहाँ कृप्या 2 से 3 दिसम्बर धरि वनगाम हमरा से सम्पर्क करी । 2 कै सम्पर्क करी ते सर्वश्रेष्ठ । हम अहाँ क ल क उग्रतारा माईक शरण मे जायब संग मे ओकिल साहेब रहथि तै आर नीक । कृपया एकटा श्वेत शंख एकटा रूद्राक्ष आ नौ टा मूंगाक प्रबन्ध कै के राखव। एकटा

आर अनुरोध। कृप्या कोनो प्रकारक भोजनक आग्रह नहि करव । मात्रा हम चायटा पीयव । अहि प्रक्रिया लेल आवश्यक छैक । त अहाँ गुगल लौहवान जटामसी सड़ड़ चन्दन कर्पूरक मिश्रण से अपना घर मे साँझ भोर धूप देव ।

भगवती अहाँक कल्याण करथि ।

ISSN 2229-547X VIDEHA

कोनो तरहक चिन्ता नहि करब । माय चिन्तामणि छथि ।

सस्नेह

मणिपद्यम

बहेड़ा 5 11 82

(क्रमशः)

१. विनीत उत्पल- दीर्घकथा- **घोड़ीपर चढ़ि लेब हम डिग्री** २.रामकृष्ण मंडल 'छोटू'- कथा- बाप ३.**नन्द विलाश राय**- कथा **अइना**

**१**

 विनीत उत्पल

दीर्घकथा

<u>**घोड़ीपर चढ़ि लेब हम डिग्री**</u>

*विनीत उत्पल*

जे कथाकार नहि हुअए ओ कोन आ केहन कथा लिखत, एकर ठेकान तँ कियो नहि कऽ सकैत अछि। मुदा युवा पीढ़ीकेँ देखि कऽ कोनो कथा लिखब संभव नहि अछि आजुक कालमे। तकर

ISSN 2229-547X VIDEHA

बादो कियो हुनका लऽ कऽ लिखैत अछि तँ कहि सकैत छी जे ओ सभटा फूइस लिखि रहल अछि। एकरा मादे हमर ई तर्क अछि, जे युवा अछि ओ केना बुझता जे ओ सतमे युवा छथि या नहि। जखन एहि भारत मे 80 बरखक बुढ़ जे.पी. युवाक नेतृत्व कऽ सकैत अछि, जीवनक आखिर कालमे देशमे संपूर्ण क्रांतिक बिगूलि फूकि सकैत अछि, तखन युवाक उम्रक की सीमा मानैत अछि कियो।

नेनामे जखन स्कूल जाइत अछि तखन सभ सोचैत अछि जे कॉलेजमे खूब उछल-धक्का करब। कॉलेजमे गेलापर लागैत अछि जे करियर बना लेब तकर बाद तँ अपन जिनगी अछि आओर जखन करियर बनि गेल, ब्याह भऽ गेल तकरा बाद दुनिया सूझै लागैत अछि। जखन जिनगीक ई परिभाषा अछि तखन युवाक कोन कथा लोक सभकेँ सुनाओल जाइत अछि। मां-बापक सपना, भाइ-बहिनक इच्छाक आगू अप्पन सपना तँ अधूरे रहि जाइत अछि। यएह हाल तँ आलोकक छल। हुनकर नजरिसँ देखियौ तँ ओ कहियो युवा भेल या नहि स्वयं नहि जानैत अछि।

एकटा आओर गप, एहि कथाक शीर्षकपर एखन नहि जाऊ। अहाँ तँ जानतै छी जे ब्याह करहि लेल लड़का घोड़ीपर बैसि कऽ बाराती जाइत अछि। मुदा आब हमरा ई नहि कहबै, 'आंय हो, हमरामे तँ लड़का घोड़ीपर बैसि कऽ बराती नहि जाइत अछि। ई

ISSN 2229-547X VIDEHA

कोन गप अहाँ कऽ रहल छी'। एहि गपमे हम एतेबे टा कहब जे अहाँक बिरादरीमे ई विधि नहि होइत अछि, एकरामे हम कत्तौसँ दोषी नहि छी। किएक तँ जिनकर जाति, वंशमे जे भेल आयल अछि, ओहि विधिकेँ हटायब 21म शताब्दीमे बड़ कठिन गप अछि। फेर ईहो गप अहाँ हमरा नहि कहि सकैत छी जे कत्तौ घोड़ी पर चढ़ि कऽ डिग्री लेल जाइत अछि। तँ सुनू ई, जे गप छैक, 'घोड़ी पर चढ़ि लेब हम डिग्री', ई हमर नहि अछि। ई गप आलोक बाबू हमेशा कहैत छला।

आलोककेँ अहों तँ नहि जानैत छी। ओ, ओ आलोक नहि अछि जकर अर्थ रोशनी होइत अछि। ओ, ओ आलोक अछि जे माँ, पिता, बहिनक कारण अप्पन सपनाकेँ घूरिमे जरा कऽ आस्ट्रेलियाक ब्रिसबनमे रहैत अछि। पिछला तीन बरखसँ ओ अप्पन देश नहि आयल अछि। ओतय तीन शिफ्टमे काज करैत अछि। हुनका नीन नहि होइत अछि। लागैत अछि जे हुनका नहि सुतबाक बीमारी भऽ गेल छनि। मुदा आलोक बाबू एकटा जिंदा मशीन अछि जे अप्पन सपनाकेँ मारि कऽ लोकक सपनाकेँ यथार्थमे बदलहि लेल काज करि रहल अछि। हुनकर जिनगीक कथा मझधारक एहन नावक कथा अछि जकरा कोनो दिशा नहि देल जाइत अछि। मां-पिता हुनकर जिनगीक खेवनिहार अछि, जेना ओ चाहता, ओहिना हुनकर दिशा भऽ जाएत।

ISSN 2229-547X VIDEHA

छत्तीसगढ़क राजधानी अछि रायपुर। ओहि शहरमे एकटा मोहल्ला अछि शंकरनगर। एतय पिता बड़ मनोयोगसँ एक-एक पाइ जोड़ि कऽ घर बनौने रहथिन। आलोकक पैतृक घर तँ भिंड-मुरैना लग रहनि। जतौका जंगलमे कहियो डकैतक राज चलैत रहै। पिता, के.जी.कुशवाह, फूड कॉरपोरेशन ऑफ इंडिया मे काज करैत रहथि। हुनकर ब्याह भोपाल भेल छल। दूटा बच्चा छल। पहिलुक आलोक आ दोसर बेटी किनू। दुनू पढ़ैमे खूब तेज। मुदा रायपुरमे रहैक कारण हिन्दी माध्यममे पढ़ाइ भेल छलनि। तहिसँ हुनकर अंग्रेजी कमजोर छल।

मां-पिताक सपना छल जे हुनकर बेटा खूब पढ़ि-लिखि कऽ बड़का आदमी बनि जाए । इंटर केनहि कालमे माँ सोचथिन जे हमर बेटा सी.ए. बनि कऽ नाम कमाबै। ताहिसँ हुनकर एडमिशन बी.कॉममे कएबा लेल जिद पकड़ि लेलखिन। एकटा बेटा ओहिनो माँकेँ बेसी दुलारु होइत अछि। आखिरकार माँक जिद मानल गेल आओर आलोक बी.कॉम मे एडमिशन लऽ लेलक। बी.कॉम मे नीक मार्क्स अएलै आओर सी.ए. क तैयारी लेल आलोक दिल्ली आबि गेलाह.

दिल्लीक पूर्वी इलाका लक्ष्मीनगर सी.ए. क गढ़ मानल जाइत अछि। एतय कतेक सी.ए. केँ तैयारी करबैक लेल कोचिंग संस्थान

ISSN 2229-547X VIDEHA

अछि, अंगुरीपर गिनलो नहि जा सकैत अछि। आलोक एकटा नीक कोचिंग संस्थानमे एडमिशन लेलक। कामर्स तँ नीक लागैत छल हुनका मुदा सी.ए. बनैक कोनो चार्म नहि छल। कोचिंग करैत, एक-दू बेर ओ परीक्षा देलक मुदा ढ़ाकक तीन पात रहल। ओहिनो हर बरख पाँच पर्सेंट तँ सी.ए.क रिजल्ट होइत अछि। करीब तीन साल तक दिल्लीमे रहलाक बाद रायपुर घुरि आयल। मायक सपना अपूर्ण रहि गेलनि। सी.ए. बनैक कोशिश रंग नहि आयल। एकटा आलोक छल जे कखनो मां-पिताक आगू अप्पन सपनाक गप नहि बतैलखिन। जहिना जे गप दुनू प्राणि कहैत छल, तहिना ओ मानैत छल। किछु दिन डिप्रेशनमे रहलाह आलोक। मुदा माय तँ माइये होइत अछि। नया सपना देखैमे कोनो दोषो नहि अछि।

किछु दिन बीतल तँ घरमे कलह हुअए लागल जे आलोक आबि कऽ की करताह? घरमे अनुशासन एतेक कड़ा जेकर गप कहलो नहि जाय। दुनू भाइ-बहिनकेँ माँ-पिता जे कहतियै, से ओ सभ करै। अहिमे एक दिन मांक मनमे आयल जे बेटा सी.ए. नहि बनल तँ की भेल, ओ वकील बनताह। हुनका कियो सुझाव देलनि जे वकील तँ गांधीजी सेहो छल, जवाहरलाल नेहरू सेहो, जखन ओ प्रधानमंत्री बनि सकैत अछि तखन अहाँक बेटा तँ ओकरोसँ तेज अछि। आलोककेँ कहियौ जे ओ एल.एल.बी. मे एडमिशन करा लेताह आओर शहरमे कॉलेज अछि। खूब मन लगाकऽ पढ़ताह आ

ISSN 2229-547X VIDEHA

रायपुर राजधानी भऽ गेल अछि, खूब केस-मुकदमा हेबे करत, ताहिसँ हुनकर वकालतक धंधा खूब चलत। आखिरकार जहिना माँक मन बदलल आलोकक करियरक राह सेहो बदलि गेल। आब ओ बैरिस्टरीक पढ़ाइ लेल एडमिशनमे जुटि गेल। हुनकर मेहनत आओर माँक आशीर्वाद रंग आनलक।

कॉलेज तँ कॉलेज। ओहियो मे लॉ कॉलेज। पढ़ाइ की होएत। नहियो गेलाक बाद एटेंडेंस बनि जाइत छल। बस प्रोफेसर के आगा-पाछां करैत रहू, एटेंडेंस बनि जाइत। फार्म भरू, गेस पेपर से पढ़ि लियौ आओर परीक्षा के एकाध हफता पहिलै टीचर से 'सजेशन' लऽ लियौ। अहियो स नहि संतुष्टि हुए तँ पिछला पांच सालक क्वैचश्न पेपर देखिकर खास-खास सवाल कऽ रटि जाऊ। ओकरो से नहि हुए तँ जे अहांक रूम मे गार्डिंग कऽ रहल अछि, हुनका सेट कऽ दिओ कि ओ परीक्षा हॉल मे एक कोना धरि के पूरे काल उंघैत रहै। बस फेर की। गेस पेपर छबे करल नहि तँ 'सर' के बनाओल नोट्स कोन दिन काज आयत। ओकरा बिथायर कऽ सभटा सवालक जवाब लिखैत जाऊ। एतबैयो साहस नहि अछि तँ परीक्षा के एक दिन पहिलुका राति मे छोट-छोट पुरजा बना लियै आओर मोजा, कॉलरक पाछां नहि तँ अंगाक आस्तीन मोरि कऽ ओकरा मे नुका लियो ओ पुरजा कऽ।






ISSN 2229-547X VIDEHA

जब देसक एहन शिक्षा होएत तखन शिक्षा प्राप्त करहि बला केहन। अनुमान लगा लियौ। आखिर जे सभ शिक्षक बनल अछि ओ की कोनो पूरा कोर्से पढ़िकै बनल अछि। जे हुनि आदर्शक गप करत। चोरी तँ चोरी होएत अछि। चाहे अहां दू टा पाई चोरि करू या फेर परीक्षा मे 'चीटिंग'। यहि कारण छल जे बाप बेटा कऽ कहैत छलाह जे कोर्स खत्म नहि भेल अछि तँ कोना चीटिंग कऽ लिओ। ओहिनो हमर सभक मतलब मैथिल मे दैत छी गप लिओ लपालप चलतै अछि। आओर मारि कम बपराहैट बेसी अहि लेल तँ कहल जाइत छल। पूरा साल तँ उछल-धक्का करै सं फुरसत नहि, मुदा परीक्षा नहि पास करहि सकलहुं तँ माय-बाप सं लऽ कऽ सभ कियो कहैत रहताह, 'हेयौ जानैत छिये। अहि बेर बड़ कठिन सवाल आयल छल। हमरो टीचर से कहैत छलाह।' और तँ और, अपन मौनक जोगर टीचर से कहा लेत, 'दस टा मे से पांच टा कोश्चन तँ सिलेबस से बाहर के रहैत, तँ कोनो कियो सवालक जवाब लिखतै।' आओर कानाफूसी ईहो होएत, 'अहि बेर खूब टाइट परीक्षा भेल। ओ दरोगा मंडल,जे आयल छल, बड़ बदमास अछि। हिलै तक नहि देलक।' ई तँ भेल परीक्षाक गप। जखन परीक्षा भऽ जाइत अछि। तखन कॉपी कतय जचां रहल अछि, ओकर पता लगाबै लेल दिनराति बौआ रहल अछि।

मिथिला मे ते जानते छी, बेटा-बेटी मे की फर्क होएत अछि। बेटा जे जखन चाहत ओ मिलै ओकरा। मुदा बेटी तँ ऑन घर जाइत।

ISSN 2229-547X VIDEHA

ओकरा खिया-पिया के की होएत। बेटी के पेट तँ नून रोटी खायक भरि जाइत मुदा बेटा कऽ तँ दूध-भात चाहि। बेटा अंग्रेजी मीडियम मे पढ़त, मुदा बेटी ते सरकारी स्कूल मे जाइत अछि, ई की कम अछि। यहि हाल छत्तीसगढ़ के छल। जे कहियो आलोक बाबू के घर आओर जे समाज मे ओ रहैत छल, ओहिने छल। आलोक बाबू लॉ कॉलेज मे एडमिशन लेलाह तँ जरूर मुदा पढ़ैक जरूरत की छल। शुरू मे एकाध दिन कॉलेज गेलाह, जखन दोस्त-मुहिम बनि गेलाह, टीचर चिनहै लगलाह तखन फेर बाते की। घर से रोज टाइमे पर निकलैत छलाह, मुदा लॉ पढ़ैत छलाह या किछु आओर, से आलोक बाबू टा जानैत छल। मुदा सांझ मित्झर भेला पर घर जरूर टाइम से घुरि जाइत छल। घर मे सभ कियो बुझैत छल जे ओ तँ क्लास कऽ कऽ आबि रहल अछि। कहियो हाथ मे दू टा लॉ के किताब झूलाबैत घुरैत छलाह, तँ कहियो कोनो हाथ मे केकरो नोट्स लऽ कऽ। मुदा नीक गप हो या अधलाह, नुकायल तँ नहि रहैत अछि। आलोक बाबूक किरदानी लोकक आगू आबै लागल।

शहर मे हुनकर नीक दोस्त छल तँ बदमाशो दोस्त ओतबै छल। हुनकर कॉलेज मे 25 साल से एकटा परंपरा छल, जे क्लास के बदमाश लड़का सभ आगूक बैंच पर बैसैत छलाह। मुदा आलोक बाबू जखन एडमिशन लेलक तँ हुनकर दोस्त किछु अहिनो छल। ताहि से ओ अगलका बेंच पर बैसऽ लगलाह। चूंकि हुनकर पिता

ISSN 2229-547X VIDEHA

के शहर मे एकटा इज्जत छल। ताहि सं लोक मानैत छल जे आलोक बाबू नीक होएत। मुदा लोक ई नहि बुझैत छल जे यदि अहांक खानदान नीक अछि, एकर मने ई नहि भेल जे अहों नीक होयब। लेकिन ई गप की बुझैता लोक-बेद कऽ। एखनो देखियो नै, ई जाति, गोत्र, मूल, मूलक ग्राम की होएत अछि। ओहि काल मे जे ऋषि भेल हुनकर हम सभ वंशज अछि। एकर मने ई तँ नहि भेल जे हमहूं ऋषि भऽ गेलहुं। हाथक पांच आंगुर की बराबर अछि। घर मे चारि भाई अछि, सभक अलग-अलग विचार आओर आदत अछि। तखन हम कोना कहि सकैत अछि जे खानदान से लोकक आदत, संस्कारक निर्धारण होएत अछि। की राजेंद्र प्रसाद के खानदान की राष्ट्रपतिये छलाह। ललित नारायण मिश्र कतेक बड़का नेता भेलाह, मुदा खानदान मे कियो क्या नहि भेल। जगन्नाथ मिश्रक नाम चारा घोटाला मे आयल। लालू यादवक खानदान चरवाहा के अछि। मुदा ओ बिहार पर एतेक दिन शासन करलाह जे एखैन धरि कियो नहि करलाह छल आओर आगू के करताह कहल नहि जाई सकैत छी।

तखन आलोक बाबू तँ आलोक बाबू छल। पढ़हि मे नीक छल ताहि से नीक स्टूडेंट हुनका सं दोस्ती करते छलाह, मुदा अधलाहो सोचैत छलाह जे हुनका संग रहि के किछु तँ नीक गप आ पढ़ैक लेल जानकारी भेटत। अहि बीच एक दिन हुनकर मन मे आयल जे अंग्रेजी नीक नहि होएत तँ जिनगी मे किछु नहि कऽ सकब।

ISSN 2229-547X VIDEHA

फेर की छल। ओ पूरा शहर ताकि गेलाह जतय अंग्रेजी बाजै लेल आओर ग्रामर कियो सिखा दिया। मुदा रायपुर तँ रायपुर छल। ओहि काल ओतय एडवांस नहि भेल छल जे अंग्रेजी पढ़ाबैक लेल कियो भेटतियै। ओ निराश भऽ गेल छलाह। मुदा एक दिन हुनका पता चलल जे शहर के बीचोबीच जे 'होटल निहार' अछि ओतय किछु भेट सकैत अछि।

रायपुर मे जतय कॉलेज अछि ओकरा मे पढै बला नीक सभ छात्र सभ शुक्रवार के आबैत छलाह। शहर के जे छात्र बैंक क्लर्क, पीओ, एसएससी, एमबीए के परीक्षाक तैयारी करैत छलाह, ओ ओतय सांझ मे आबैत छल। बैनर छल रोट्रेक्ट क्लब। रोटरी के यूथ विंग। एकर बैनर तल सभ मिलि कए खूब ग्रुप डिस्कशन करैत छल। जेनरल नॉलेज एक-दोसरा से पूछैत छलाह। एक्सटेंपरी मे सेहो भाग लैत छल। लड़का-लड़की मे कोनो भेद नहि होएत छल। एतय लागैत छल जे किछु सार्थक काज भऽ रहल अछि। रायपुरक रोट्रेक्ट क्लबक इतिहास रहल अछि जे ओतेक बेसी सदस्य देशक कोनो परीक्षा हुए सभमे खूब नीक करलक छल। आबि आलोक बाबू के जिनकी बदलि गेल छल। ओ सभ शुक्र कऽ रोज होटल निहार जाय लगलाह। आपस मे अंग्रेजी बाजैत छलाह। शुरू मे दिक्कतो भेल, मुदा धीरे-धीरे बाजहि लगलाह।

ISSN 2229-547X VIDEHA

एकाएक आलोकक बात-व्यवहार सभटा सेहो बदलहि लागल। एक दिन क्लब मे फिल्म कऽ लऽ कऽ गप शुरू भो गेल। आखिरकार गपशप मे ई गप पर जोर देल गेल जे सभ कियो अप्पन-अप्पन वृतांत सुनाओल जाए जे हुनकर फिल्म देखबात आतुरता आओर फिल्म संस्कार कोना भेटल। जतेक गोटा रहैत ओतय, सभ अप्पन-अप्पन गप सुनाबहि लागल। कियो कहलक, पापा के पॉकेट से पैसा चुराकऽ देखलहि रहि फिल्म। कियो कहलक जे माम के साथ गेल रहि तँ किओ कहलक स्कूल से भागि के गेल रहुं फिल्म देखने। आप जखन आलोक बाबू के पारि आयल फेर की छल। हुना संग तँ गपक खजाना आओर अनुभव के विस्तर छल। ओहिनो अहां जानैत हेबै जे मुक्तिबोध कहने छलाह जे जिनका संग जतबे अनुभव हेता हुनकर रचनात्मक क्षमता ततबेक बेसी हेता। ई गप आलोक बाबू पर बेसी बैसल रहै। फेर की छल, शुरू भऽ गेलाह आलोक बाबू। ओहि दिन जे ओ ओतय भाषण देलैन से महीना भरि सभक मुंह पर छल। जे जतय मिलतियै ओ ओतय आलोक बाबूक फिल्म देखहिके किस्सा बाजैत छल। आहि बैठकक गप क्लब के पत्रिका मे सेहो छपल छल। फिल्मक लाऽ कऽ कहने की छल, लोक कऽ आनंद विभोर कऽ देलक। ओ लिखने छलाह, फिल्म, फ़िल्म और फ़िल्म। ,ई शब्द छल कि आओर कुछु। एकरा सं परिचय कोनो भे, क्या भेल, एकर मैन तँ अछि। दिवाल पर चिपकल पोस्टर, अखबार मे छपल फोटो, गली-मोहल्ला मे लाउडस्पीकर मे बाजैत गाना आओर डायलॉग या रेडियो मे

ISSN 2229-547X VIDEHA

प्रसारित होए बला गाना मन-मस्तिष्क कऽ खटाखटा कऽ राखि दैत छल। शादी-ब्याहक काल माहौल कऽ मदमस्त करैत फिल्मी गाना हुए या जनवरी आ अगस्त मे बजै बला देशभक्तिक तराना, नेना मे अठखेली के संग कौतुहलक विषय छल। ओ एहन काल छल जखन फिल्मी पोस्टर देखहि कऽ मन होएत छल जे हमहूं स्मार्ट बनि जाय और ओहिने फैशन करैत रहि। एकटा समय रहिक जखन फिल्म कऽ लऽ कऽ किछु नहि जानैत रहि आओर सभटा हीरोइन एक्के जना लागैत छल। मन ही मन सोचैत रहि जे गाना बजैत कोना अछि, डायलॉग कोना बाजैत अछि, हीरो मैटि से उपर उठि कऽ परदा पर कोना आबैत अछि। की पोस्टर पर जे स्टंट होएत अछि ओ सच्चे मे होएत अछि की नहि।

आगू लिखने छल, 'मां कहैत अछि। कोनो अहिनो काल छल, जखन हम सभ सभटा शनि दिन फिल्म देखैने जाइत छलहुं। अहि दिन घरक सभ लोक फिल्म देखहि लेल जाइत छलहुं। ई ओहि कालक गप अछि, जखन हम जन्म नहि लेलहुं छलहुं। मां के मन मे एखनो घुमरैत रहि अछि ओ दिन।" जखन हम होश संभालनौ तँ घर मे ओ रेडियो कऽ बाजैत देखलहुं जे पापा कऽ शादी मे भेटल छल। घर के जे सभ फुर्सत मे रहताह ओ आकाशवाणी से प्रसारित होहुं बला गाना सुनैत रहैक, एफएम ते ओहि काल मे रहबे नहि करै। जकर एहन घर रहताह, ते नेना से गाना सुनहि के

ISSN 2229-547X VIDEHA

आदत केकरा नहि लागत। ओनो बाबा खूब गाना सुनैत छल आ गाबैतो छल।

एकटा गप तँ छल। आलोक बाबू के मुंह में सरस्वती बैसेत छलि, क्याकि जखन ओ बाजब शुरू करैत छल, तँ लोक बेद सभ काजि छोड़िकऽ हुनकर गप सुनैहि मे लागि जाइत छल। वैह भेल ओहि दिन। रायपुर के लोक कहैत अछि जे ओ दिन शहर के लिए अलगे दिन छल। भरि राति हुनकर भाषण चलल रहल। क्लब मे जे सभ छल ओ ओहि राति घर नहि गेल छल। तीन बजे भोर धरि फिल्मक संस्कारक गप ओ कैने छलाह। घर मे मां-पापा सभकियो हुनका लेल तंग भऽ गेल छल जे ओ राति मे नहि आयल छल। मुदा सभ कियो जानैत छल जे आलोक बाबू कतो हेता तँ नीके से हेता आओर कोनो काजक कारणे घर नहि आयल छल।

हुनकर संगी नीलेंद्र बाजैत छल जे ओ एक गिलाह पानि पिब के फेर बाजब शुरू करने छल। घर मे रेडियो से जानल छलौंह जे गाना की होएत अछि। लाउडस्पीकर मे बाजैत आ गाम मे होय बला नाटक से जानलौंह जे कोन शहंशाह के डायलॉग अछि आओर कोन गब्बर सिंहक। आहि काल मे टेलीविजनो देखलहुं। इंदिरा गांधी आओर राजीव गांधीक अंतिम संस्कार के टीवी पर देखने रहि। मन चंचल आओर स्वभाव अछि जिद्दी। रविक सांझ मे फीचर फिल्म देखैने दोसरा कतए जाइत रहि। बुध आओर शुक्र के

ISSN 2229-547X VIDEHA

सेहो चित्रहार देखैत रहि। मुदा फिल्म तँ इंटरवले तक देखैत रहि क्याकि ओहि काल साढ़े आठ बजे राति बड़का राति भो जाइत छल। आलोक बाबू कहैत छल जे हम ओ उम्र के ओ पड़ाव से गुजैर रहल रहि जखन हमर संगी-साथी नुका कऽ बीड़ी-सिगरेट पिबैत छलाह, फिल्म देखैले जाइत छल, सेक्स कऽ गप करैत छलाह आओर एतय तक कि मारपीट सेहो। मुदा हमर सोच ओहियो काल आओर आजु उल्टा छल। हमर कहब छल जे सभटा लोक काज करैत अछि ओ काज हम नहि कर। यहि कारण छल जे हमर दोस्तक ग्रुप नहि बनल। दोस्तक देखौंश में सिगरेट के मुंह तँ लगैलो मुदा नुका कऽ काज नहि नीग लागैत छल ताहि से नहि पिबलहुं। शाकाहारी तँ नेने से छी। फिल्म देखैक मन भेल तँ लागल जे तीन घंटा धरि भूखिहि रहै पड़त। घरक लोग फिल्म देखहि लेल नहि जाइत छल तखर हमर अकेले जाइत कोनो सवाल नहि रहैक।

आलोक बाबू तँ पूरे किस्सागो छल। एक-एक शब्द सोचि-समझि आओर कऽ कहैत जा रहल छल। एक-एकटा गप ख्याल पारि कऽ कहैत रहि आओर लोक सुनैत छल। कहैत अछि स्कूल मे गर्मी और दशहरा के नब्हर छुट्टी होएत छल। सभकियो गाम जाइत छलौंह। गामक लोक फिल्म देखहि कऽ लऽ कऽ खूब गप करैत छल। सभटा गप हम चुपचुाप सुनैत रहि। गाम मे जिनकर ब्याह होएत छल, ओ अपन कतनया के फिल्म देखाबैक लेल लऽ जाइत




ISSN 2229-547X VIDEHA

छल। हमहुं सोचैत छलहुं जे सच्चे फिल्म देखबाक कतेक रोमांचक होएत हेता। किछु नहि किछु मन लागै बला जरूर देखाबैक अछि जे गामक लोक ब्याह के बाद फिल्म देखहि लेल जाइत अछि। हमूहि मन मे प्लानिंग बनबैत रहि जे ब्याह हैत तँ सबसे पहिलुक काज करब जे कनिया कऽ लऽ कऽ फिल्म देखहि लेल जायब।

जारी

२

रामकृष्ण मंडल 'छोटू'

**कथा-**

**बाप**

ISSN 2229-547X VIDEHA

हबलदार गोरचंदक ऐठाम आइ फेर गुमशुमक माहौल बनल छै। आइ हुनकर एकलौता बेटा बलदेवक इंटरक रिजल्ट निकलैबला अछि।

कनीदेरक बाद बलदेव मुँह लटकेने हाथमे रिजल्ट लऽ कऽ प्रवेश केलक। बलदेवकेँ एते हिम्मत नहि जे बाबू जीसँ आँखिमे आँखि मिलाबैत। एकठाम बलदेब मुँह लटकेने ठाढ़ अछि। जेना कोनो पत्थरक मुरूत। आ एनहर गोरचंदक आँखि लाल-लाल जेना बुझाइत दुगो आइगक गोला ओकरा चेहरापर अछि।

बलदेवक माए श्यामबती, स्थितिकेँ भापि पतिक गुस्सा याद करैत सिहरि उठै छथि। उ तुरन्ते बलदेव लग जा बलदेव हाथसँ रिजल्ट लऽ चहैक उठल, और पति दिशन ताकि बाजलि- ''यौ-यौ देखिओ, अपन बलदेव सकेण्ड किलाससँ पास भेल।''

गोरचंद रिजल्ट छिन बाजल- ''हम जानै छी, ई आवारा, बकलेल हम्मर नाक कटौत, हम्मर सभ अरमानपर पानि फेर देत। हम सोचने रहौं ई हम्मर नाम रौशन करत। तब हमहुँ गर्वसँ सीना फुलाए कहितिऐ कि हमरो बेटा दोसरक बेटा जना इंजिनियर, डॉक्टर, दरौगा अछि। मगर-मगर ई कहाँ.... नसीब हमरा।'' कहैत-कहैत कानए लगल गोरचंद।

ISSN 2229-547X VIDEHA

जेना-तेना बलदेवक एडमिशन शहरक एगो कॉलेजमे भेल। उ कॉलेजमे बी.ए. इतिहाससँ पढ़ाइ करए लगल। हँसैत, हँसैत साल बित गेलै। मगर बलदेवमे कोनो परिवर्त्तन नइ भेल। उ ओनाहिऐ रहल। मुदा पढ़ाइक समए बीत गेल। पार्ट-वनक परीक्षा भेल। ऐबेर जेना-तेना परिक्षामे देकसी मारैत पास तँ भऽ गेल। घरपर बापक डॉट-फटकारसँ ओकरा कानपर तँ जूऔ ने टिकै। समए फेर बीतैत गेल। आब बलदेव पार्ट-टूक विद्यार्थी भेल। ऐबेर कॉलेजक कुछ विद्यार्थी आगरा ताज महल देखै वास्ते जाइके प्रोग्राम बनेलक। जैमे बलदेव अपनो नाम लिखौलक। सभ विद्यार्थीकेँ एक-एक हजार रूपैआ जमा करए पड़त।

बलदेव अपन बाबुजीकेँ कहलक मुदा उ साफे मना कैर देलखिन। माएकेँ बहुते कहि बलदेव अपन बाबूजीकेँ मनेलक।

उ दिन आबि गेल। आइ दुबजिया गड़िसँ यात्रा कएल जेतै। एमहर गोरचंद अपन बलदेवसँ कहलक कि उ बारह बजे ओकरा एक हजार रूपैआ कतौसँ, केनाहिओ व्यवस्था कैर कऽ दऽ देतै। पर ई कि बारह बजि गेलै, अखैन तक गोरचंद थानासँ आपस नइ आएल। घरपर बलदेव गुस्सासँ अपन बापक बहुत भला-बुरा कहए लगल। माए श्यामबती जवान बेटाक मुँहसँ, अपन भगवान जकाँ दुल्हाक बारेमे जली-कुट्टी सुनि आँखिसँ मोती जकाँ नोर गिरबए लगलि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

तखने बलदेवक जोरदार अवाज- ''माए-माए, देखलिही बाबूक करतुत हम्मर बेइज्जत करा देलक, पुरे कॉलेजमे। आव... आव हम कोना कॉलेजमे..... ?''

गुस्सामे बलदेव अपन साइकिल निकाइल चलि पड़ल थाना तरफ। थाना पहुँचैत बलदेव देखै छै। ओकर बाबूजी एगो दरोगाक गोर दाबैत छै। तखनि बलदेवक बाबू कहलक- ''हुजुर-हुजुर भऽ सकै तँ पानसौ रूपैआ पैंचा द दिअ। आ हुजुर आइ हमरा कनी जलदीए घर जेबाक अछि। हम्मर बेटा आइ दुबजिया गरिसँ आगरा जयछै।''

दरोगा गोरखनाथ अपन रौब झाड़ैत- ''चुप सार, बढ़ियासँ जातैले आबै नै छौ आ बेटाकेँ आगरा घुमैले भेजै छैँ। आ ई की जखैन देखू तखैन बेटाले पैसा मांगे लगै छी। कहियो ओकर एडमिशनले तँ कहियो कपड़ाले कहियो साइकिलले ई- ई कि छिऔ। एत्त तोहर बापक खजाना नै छौ बड़ा मेहनतसँ और बड़ा रिक्सपर घूसक पैसा आबै छै, हराममे नाइ। चल सिकरेट जड़ा।''

गोरचंद फफैक-फफैक कानए लगल- ''हुजुर एक्के घंटा बचल छै हम्मर बेटा....।''

''चुप चल सिकरेट जड़ा। भाड़मे जाउ तोहर बेटा। हूं, बड़ा भाएल आगरा घुमैबला। चल-चल जांत आ सुन, ई ले एकसौ

ISSN 2229-547X VIDEHA

रूपैआ। जौ बाजारसँ कुछेक सब्जी किन हम्मरा घर पहुँचा आ और कनि हम्मर बेटा गोलुआकेँ स्कूलसँ लाइब लिहें।"

कनि देर रूकि कऽ फेर बाजल- "तब देखबै सांझमे कुछ पैसा बेबस्था करबौ। जो-जो भाग....।"

एते सुनि बलदेवक भौँह फरैक उठल ओकर सभ बाप परक गुस्सा, दरोगापर आबि गेल। मन मानि होइ ओकरा बगलक बंदूक उठाए धाँइ-धाँइ गोली दरोगाक भेजामे उतारि देत। पर बेचारा कि करि सकैत। चुपचाप घरक ओर विदा भेल आ कसम खा लेलक। आइसँ पढ़ब आ सिर्फ पढ़ब। अपन बापकेँ ई अपमानक बदला हम कलक्टर बनि कऽ लेब। आब ने जानि बलदेवमे कोन शक्ति आबि गेलै, सबकुछ छोड़ि सभसँ नाता तोड़ि सिर्फ किताबसँ नाता जोड़ि लेलक।

३



ISSN 2229-547X VIDEHA

**नन्द विलाश राय**

कथा

**अइना**

हम अपन सारक बेटाक विआहमे गेल छलौंहेँ। हमर सारक बेटा रेलवेमे इंजीनियर अछि। ओ अलीगढ़ मुस्लिम विश्वविद्यालसँ इंजीनियरिंगक डिग्री लेने अछि। हमर सारक बेटाक नाम ललन थीक। ओ देखवा-सुनवामे वड्ड सुन्नर अछि। गोर वर्ण, पाँच हाथक जवान। दोहरा कद-काठी। जेहने ओ सुन्नर अछि तेहने ओ पढ़ैओ-लिखैयोमे तेज छल।

ललनक विआह पाँच लाख टाकामे बेरमा गामक वुच्चन ठाकुरक बेटीसँ तँइ भेल छल। बुच्चन ठाकुर मध्य विद्यालकमे शिक्षक छथिन्ह। अपना बेटीकेँ इन्टर पास करौएने छथिन्ह। हमर सार महेशकेँ लड़की पसन्द भेल आ ओ ललनक विआह बुच्चन ठाकुरक बेटीसँ पक्का कए लेलक। बुच्चन ठाकुरक चारि लाख टका तँ हमर सार महेशकेँ दए देलक मुदा एक लाख टका वाँकी रहि

ISSN 2229-547X VIDEHA

गेल। बुच्चन ठाकुर कहलखिन- "जेतेक टाका वाँकी अछि विआहक दू दिन पहिने भेट जाएत" मुदा, विआह दिन जखन टका नहि पहुँचल तँ हमर सार हमरासँ कहलनि- "पाहुन टका तँ बुच्चन बावू अखन तक नहि भेजलक हेँ। कि कएल जाए?"

हम कहलअनि- "आइ वियाह थीक। आव की कएल जाए सकैत अछि। विआह तँ हेवे करत। भऽ सकैत अछि जे बुच्चन बावूकेँ कोनो मजवूरी भऽ गेल होएतनि। चलू शुभ-शुभ कऽ विआह करेवाक लेल।"

हमसब दुल्हा आ वरातीकेँ लऽ सात वजे साँझमे बैरमा गाम पहुँच गेलौं। वरातीकेँ सवेरे पहुँचलापर बैरमा गामक समाज आ बुच्चन बावूक सर-कुटुम सभ बड़ड प्रसन्न भेलाह।

बुच्चन बावू हमर सार महेशकेँ कातमे लऽ गेलाह संगमे हमहूँ छलहुँ। कहलखिन- "हम समएपर टका नहि भेज सकलहुँ ताहि लेल अपने सभ लग लज्जित छी। मुदा वादा करैत छी, कनियाँ विदागरीसँ पहिने अहाँक टका दऽ देव।"

हमर सार किछु नहि बजलाह। हम कहलयनि- "ठीक छैक अहाँ अपना वादापर कायम रहव आ विदागरीसँ पहिने टका महेश बावूकेँ दए देवनि।"

ISSN 2229-547X VIDEHA

बुच्चन बावू बजलाह- ‘‘अवश्य-अवश्य।’’

अवश्य-अवश्य बजैत ओ आंगन चलि गेलाह आ हमसब वासा पर आवि बैसलौं। जलखै-नाश्ता, चाह-पान आदि सभ चलए लगल। संगहि तिलकक ओरिओन हुअए लगलैक।

बरातीक स्वागत बड़ड नीक जकाँ भेल। खान-पानमे कोनो कमी नहि भेल। शुभ-शुभ कऽ विआहो सम्पन्न भेल। मुदा बुच्चन बावू अपन वादाक मुताविक कनियाँ विदागरीसँ पहिने वकियौताबला एक लाख नहि दऽ सकलाह। हमर सार महेशकेँ बड़ड दुख भऽ गेलैक। ओ बाजल तँ किछु नहि मुदा अबैतखान समधी मिलन नहि केलक। हमरा ई गप्प नहि पसीन भेल। हम समझेवाक प्रयास केलौं मुदा, ओ हमरा गप्प नहि मानि फटफटियापर बैसि कऽ चल गेलाह। हम कनियाँकेँ विदागरी करा कऽ अपन सासुर मैलाम पहुँचलौं। हमरा अपना सारपर बड़ड तामस छल। हम हुनाका दरबज्जापर जाइते अपन संतुलन नहि राखि सकलौं आ महेशकेँ देखिते कहलियै- ‘‘......’’

जे अहाँकेँ कनियो मानवता नहि अछि। अहाँ अव्यवहारिक लोक छी। एके लाख टकाले अपन परिचए दए देलिऐ। कि कहैत अछि बेरमा गामक लोक आ बुच्चन ठाकुरक सर-कुटुम सेहो सोचलिऐ? जखन विआह भए गेल तखन समधी मिलन नहि केलासँ कि फेदा भेल। आरो बहुत किछु कहि देलिएनि। महेश कहलाह- ‘‘यौ पाहुन

ISSN 2229-547X VIDEHA

सभ एक-दोसरकेँ उपदेश दैत छैक। अपन मुँह कनेक्शन ऐनामे तँ देखौ।''

हम निरूत्तर भऽ गेलौं। आ हमरा सामने हमर बेटा गणेशक विआहक दृश्य नाचऽ लागल। हमर बेटा गणेश मैट्रिकमे दू-बेर फेल कएने छल। तेसर बेरमे मैट्रिक पास कएलक। कॉलेजमे पढ़वाक लेल कहलिऐ तँ दिल्ली भागि गेल। दिल्लीसँ तीन वर्षक वाद गाम आएल। पता चलल जे सेल्समैनक काज करैत अछि। तीन वर्षक वाद एलाक उपरान्तो एकोटा टाका हमरा आ अपना माएकेँ नहि देलक। हमर पत्नी कहलक- ''गणेशक कतौ नीक लड़की देख कऽ विआह कए दियौक। भऽ सकैत अछि विआहक बाद सुधैर जाए।''

तैपर हम कहलिएनि- ''एहेन अवण्ड लड़कासँ के अपना बेटीक विआह करत। करबो करत तँ किछु नहि देत।''

गणेशक माए बाजलि- ''किछु देत नहि देत तँ कि होएतै हमरा गणेशक विआह करवाक अछि। हमरा पुतोहू आनि दिअऽ।''

हम गणेशक कथा लेल दू-चारि गोटेक लग चर्चा केलौं तँ हमर सार महेशक प्रयाससँ कैथिनियाँ गाममे टुनटुन बाबूक बेटी संग दू लाख टाकामे कथा पक्का भेल। टुनटुन बाबू साधारण गृहस्थ छथि। ओ एक लाख टाका विआहक पन्द्रह दिन पहिने दए गेलथि। मुदा एक लाख टका विआहक तीन दिन पहिने भेज देवाक

ISSN 2229-547X VIDEHA

लेल वादा केलनि। मुदा विआहक तीन दिन पहिने जखन टाका नहि भेजलाह तखन हम मोवाइलसँ सुचित कऽ देलिएनि। जे काल्हि वारह बजे दिन धरि हमरा टाका नहि पहुँचत तँ हम बराती लऽ कऽ नहि आएब। भोरे टुनटुन बाबू आ हुनकर मित्र अएलाह आ पच्चास हजार टाका हमरा गिनलाह। हम कहलिएनि- ‘‘वाकी पचास हजार कखन देव।’’

टुनटुन बाबू बजलाह- ‘‘बड़ड परियासे ई टाकाक प्रबन्ध कएलौंहें। आब जे वाकी रहल ओ द्विरागमनमे देव।’’

हम स्पष्ट कहलिएनि- ‘‘विआहसँ पहिने हमरा टाका नहि देब तँ विआह नहि होएत। काल्हि भिनसरे आठ बजे तक बकियौता टाका नहि दऽ जाएब तँ बरात लऽ कऽ नहि आएब।’’

टुनटुन बाबू आ हुनक मित्र लाख निहोरा करैत रहलाह मुदा हम नहि मानलएनि। अन्तमे टुनटुन बाबूक मित्र कहलखिन ठीक अछि अहाँकेँ काल्हि भोर आठ बजे पचास हजार टाका पठा देब अहाँ विआहक तैयारी करू।

एक बीघा खेत भरना राखि टुनटुन बाबू पचास हजार टाका हमरा भेजलक तखन हम गणेशक बराती लऽ कऽ कैथिनियाँ पहुँचलौं। आइ हमरा आँखिक आगाँ सभ पुरनका दृश्य नाचि रहल अछि। हमरा अपने-आपपर ग्लानि होइत अछि।

ISSN 2229-547X VIDEHA



सुजीतकुमार झा

**संस्मरण-चुनचुन मिश्र**

हमर तऽ ओ मैथिली विटक समाचारदाता छलाह

फेसबुकमे किछदिन पूर्व एकटा समाचार पढलौ ओहिमे लिखल छल चुनचुन मिश्र नहि रहला । इ खबर पढिते शरीरमे करेन्ट जँका लागल कनिकाल लेल तऽ बुझाएल हमरो शरीर सँ प्राण निकलि गेल ।



चुनचुन बाबुसँ बड घनिष्टता छल से नहि मुदा ओ मैथिलीकेँ बहुत बडका आन्दोलनी भेलाक कारण हमरा हुनकाप्रति बहुत श्रद्धा छल । हम हुनकर नाम कोनो समाचारमे देखैत छलौह की पुरान समाचार किया नहि हुए अपन रेडियोमे बजा दैत छलौ ।

कएँ दिन तऽ रेडियो मिथिलामे अपन नाम समाचारमे सुनलाक बाद ओ रहिका सँ टेलिफोन कऽकऽ धन्यबाद दैत छलाह । बिहारक मात्र नहि भारतक कतेको स्थानपर मैथिली सँ जुडल कोनो कार्यक्रम होइत छल तऽ ओ अपने समाचार टिपा दैत छलाह । एक बेर तऽ एहन भेल रहैक जे नेपालक राजविराजमे विद्यापति पर्व

ISSN 2229-547X VIDEHA

समारोह भेल छल हमर रेडियो सँ ओकर समाचार कोनो कारण बस नहि बाजल । ओ हमर मोबाइलमे टेलिफोन कऽ उपराग देलन्हि ।

जखन की चुनचुन बाबु ओ कार्यक्रममे गेलो नहि छलाह । हमर रेडियोक लेल ओ अपन पैसा लगा कऽ काज करैत रहथि ।

मधुवनी, वासोपट्टी, जयनगर, बेनीपट्टी, सहितक स्थानपर हमर सभक समाचारदाता भेलाकबादो मैथिली विटक समाचार प्राय ओहे करैत छलथि । हमर सभक समाचारदाताकेँ बुझल छल जे मैथिलीक समाचार चुनचुने बाबु कइए दैत छथि तएँ ओ सभ सेहो चुनचुने बाबुकेँ लेल मैथिली समाचार छोडि दैत छलथि । हुनकासभकेँ बढिया जँका बुझल छलन्हि मैथिली विटक समाचारदाता तऽ चुनचुन बाबु छथि । हुनका समाचार पठाबयमे बहुत खर्च होइत छन्हि हमरा लगैत छल कए दिन कहि दैत छलियन्हि कथिलाय एतेक सहयोग करैत छी । चुनचुन बाबु हमरा बेर बेर कहथि हम तोरा थोरहे सहयोग करैत छियह मिथिला मैथिलीकेँ लेल काज करैत छी । अहिमे जतेक सन्तुष्टि भेटैत अछि ओतेक दोसरमे नहि ।

मिथिला मैथिलीक लेल निस्वार्थ भाव सँ काज करयवला चुनचुन बाबु बाहेक हम अपन जीवनमे दोसर किनको नहि देखने छी । चुनचुन बाबु सँ हमरा जीवनमे दू बेर मात्र प्रत्यक्ष भेट भेल अछि ।

ISSN 2229-547X VIDEHA

मुदा पहिल भेटमे जे हुनकाप्रति छाप बनल से अखनो कायमे अछि ।

नेपालक राष्ट्रिय अखबार स्पेशटाइम दैनिकमे हम काज करैत छलौ ओ पत्रिका सौराठ सभापर विशेष रिपोर्टिङ्गक लेल सौराठ जायकेँ लेल हमरा अढौने छल । ९ वर्ष पहिने ओतय पहुँचलौह तऽ सभ सँ पहिल भेट चुनचुन बाबु सँ भेल छल ।

चुनचुन बाबु संगे सौराठ सभापर बेस चर्चा परिचर्चा कएलौह फेर हुनकेँ संगे सौराठ गाम घुमलौह । पञ्जिकार जी सहित बिभिन्न विद्वानसभ संग बात कएलौह । ओहि दिन पानि पडल रहैक, कनी कनी थालो भऽगेल रहैक एकर बाबजुद ओ हमरा संगे घण्टो घुमलाह । हुनकर व्यवहार हमरा भितरतक प्रभावित कएलक । कनिके कालक भेट हमरासभकेँ बहुत निकटता आनि देलक ।

चुनचुन बाबुक मूल परिचय हमरा मैथिलीक अष्टम अनुसूचिक लेल भारतमे भेल आन्दोनक समाचार सँ भेल । ताहि दिन जनकपुर क्षेत्रमे कान्तिपुर एफएमक हेल्लो मिथिला विशेष रुपसँ सुनल जाइत छलैक ओहिमे आदरणीय धीरेन्द्र प्रेमर्षि प्रत्येक हप्ता बैजु बाबु आ चुनचुन बाबुक विशेष चर्चा करैत छलथि । बैजु बाबु मैथिलीक लेल ई कएला चुनचुन बाबु ओ कएला समाचार सुनैत छलौह । एकरबाद पता चलल हमरा सौराठमे भेटल रहथि ओ महाशय एतेक बडका लोक छथि ।

ISSN 2229-547X VIDEHA

चुनचुन बाबु संगेक दोसर भेट जनकपुरमे एफ एम रेडियो खुजलाक बाद भेल छल । हम रेडियो मिथिलाक समाचार प्रमूख भेलौह तऽ ओ ओना बधाई देबय जनकपुर आएल रहथि मुदा ओ जे कहलथि ताहि सँ लागल बधाई कम मिथिला आ मैथिलीक लेल हमर की दायित्व अछि तेकरा मन्त्र देबय बेसी । ओ जाइत जाइत कहलथि मिथिला आ मैथिलीक लेल प्रतिष्ठा नहि देखय लगीह अपना बुते जे लागय से करीह । हम रेडियो मिथिलामे हुनकर किछ महत्वपूर्ण इन्टरभ्यू सेहो लेलौ ।

आई हमरासभ लग चुनचुन बाबु नहि छथि कतेको गोटे बातचितक क्रममे कहलन्हि चुनचुन बाबु गेला सँ अभिभावक बिहिन भऽगेलौ मुदा हमरा तऽ ओ दोसरे बिहिन बनाकऽ चलि गेल छथि ।

हमरा तऽ चिन्ता लागल अछि रेडियो मिथिला आ मिथिला डटकमक मिथिला विटक समाचारदाता कँ बनत । एतेक निस्वार्थ भाव दोसरमे कतय सँ भऽसकैत अछि । सहीमे चुनचुन बाबु महान छलाह ।

१.जगदीश प्रसाद मंडल- विहनि कथा-




ISSN 2229-547X VIDEHA

कौआक मैनजन २.  अनमोल झा- चारिटा विहनि कथा

३. ज्योति- एकटा विहनि कथा-ध्वनि-प्रतिध्वनि

१

जगदीश प्रसाद मंडल

विहनि कथा

**कौआक मैनजन**

जहिना अखन आरक्षणक माध्यमसँ बेसियो उम्रबला शिक्षक बनि गेला तहिना राजशाहीमे मैनजन सबहक बहाली भेल छलनि। कुरसी पबिते जहिना पावर नचए लगैत तहिना कौओ-मेना, हरिणो-सुगर आ कुकुड़ो बिलाइक मैनजनकेँ पावर टिकपर चढ़ि गेल। गाम

ISSN 2229-547X VIDEHA

मधुर रस घोरैत कोइलीक वाणी

मन्द-मन्द सिहकैत बसात

केना रहब अहाँसँ भऽ कात

एकोबेर तँ बोलू

आबो आँखि खोलू

निकलए नेह वा धिक्कार

हमरा दुनू अछि स्वीकार

देखबाक अछि उत्कट इच्छा

हम करैत रहब जिनगी भरि प्रतीक्षा।

ज्योति सुनीत चौधरी

ISSN 2229-547X VIDEHA

जन्म तिथि -३० दिसम्बर १९७८; जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी ; शिक्षा- स्वामी विवेकानन्द मिडिल स्कूल टिस्को साकची गर्ल्स हाई स्कूल, मिसेज के एम पी एम इन्टर कालेज़, इन्दिरा गान्धी ओपन यूनिवर्सिटी, आइ सी डबल्यू ए आइ (कॉस्ट एकाउण्टेन्सी); निवास स्थान- लन्दन, यू.के.; पिता- श्री शुभंकर झा, ज़मशेदपुर; माता- श्रीमती सुधा झा, शिवीपट्टी। ज्योतिकेँwww.poetry.comसँ संपादकक चॉयस अवार्ड (अंग्रेजी पद्यक हेतु) भेटल छन्हि। हुनकर अंग्रेजी पद्य किछु दिन धरि www.poetrysoup.com केर मुख्य पृष्ठ पर सेहो रहल अछि। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रॉडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि। कविता संग्रह ’अर्चिस्’ प्रकाशित।

<u>मिथिला चित्रकला</u>

एकटा कैनवास पड़ल उज्जर रिक्त

ताकैत छल मुँह बड़ड जिज्ञासा सऽ

तूलिका उठेलहुँ रंग सऽ कऽ सिक्त

घोर मनन करय लगलहुँ तल्लीन भऽ

अनकर पन्ना सेहो  केलहुँ अंगीकृत

प्रेरणा लऽ नीक करक अभिलाषा सऽ।।

ISSN 2229-547X VIDEHA

लियोनादो बढ़िया कलाकारी गढ़ि गेला

मो

नालिसा के प्रसिद्ध रहस्यमयी मुखाकृति

तर्क वितर्क करैत रहल छबिकारक मेला

इतिहास के ललकार बनल ओ कलाकृति

ईश्वरक कृति बच्चाक निश्छल मुस्कान देखल

ओ

हि सऽ अद्भुत आर कोन अभिव्यक्ति।।

ध्यान आयल एब्सट्रैक्ट के नब पैटर्नक

मो

न भेल किछु करी आधुनिक ढ़ंगमे

भेटल अमूर्त एब्सट्रैक्ट रूप चित्रक

उड़ैत भागैत रंग बिरंग तितलीक पंखमे

विचार आयल जखन विधा फैशनक

शानदार सज्जा छल सीप आ शंखमे।।

किछु नवीन करक इच्छा रूकि जाइ छल

जखन देखै छलहुँ अपन चारू कात

ईश्वरक बनाओल अहि दुनिया मे भेटल

सब तरहक उपलब्ध छल सर्वश्रेष्ठ करामात

स्वयं ईश्वरक विवाहमे जे सजायल रहल

सोचलहुँ मिथिला कला के करी आत्मसात।

ISSN 2229-547X VIDEHA

१.  उमेश मंडल किछु कविता २.  राजेश मोहन झा- कविता- **घुरना मोन पड़ैए**

१.  उमेश मंडल

किछु कविता

**हँसैत लहास**

लहास माने मुइल

मुइल माने लहास

ई के नहि बुझत हठात्

गुम-सुम भेल छल जँए ओ

बुझाइत छल लहास तँए ओ

मुदा,

आब ओ बाजत

बजैत-बजैत हँसत

अहाँक कृतिपर

बनल संस्कृतिपर।

**कविता**

हम नइ बिसरब

अपन सनातन आ संस्कार

नहि बिसरक चाही अहुँकेँ अपन आचार

दोस बनब वा दियाद-बेहाल

आकि करब खाली हाल-चाल

ISSN 2229-547X VIDEHA

तैयार भए गेल अछि सबालक महाल

अहाँ नै बुझै छिऐ

बनि जाउ दियाद

अहाँ करू किछु रियाज

पाँति राखू चारि याद

यौ दोस अहाँ आनू अपन होश

कए लिअ स्वीकार

हे यौ दियाद

हिया गुनि भरल

दियाद सुनि पड़ल

ISSN 2229-547X VIDEHA

फाँट बीचमे आबि धूनि पड़ल

हट, हट, हट नै तँ घसक

फाँट करए उछ्रोस

दुनू अपन ठाम बेहोश

मुदा,

तैयार भेल सोर-पोर

कल्याणले नहि जोर

अपन फाँटले ताबरतोड़।

**बाधा-**

विदा भेल मंगला पूभर

कान्हपर टँगने अछि साइकिल बाउलपर

कहुना कऽ लगिचेलक

ISSN 2229-547X VIDEHA

लटपटाइत पहुँचल

धारक कछेरमे

बिनु पानिक अछि धार

चक-चक करैत अछि बाउल चारूकात

नाउ नहि बाउल देखि भेलै

मंगलाकेँ थोड़े होश एलै

अपन छूछ जेबीपर भरोस भेलै

आब टपैमे कोनो नइ हएत बाधा

पहुँचबे करब सरायगढ़क ओइपार

मुदा,

मंगला लसैक गेल घाटपर

नजरि दौड़ौलक अपन कोनो लाटपर

ISSN 2229-547X VIDEHA

अपन जेबीमे देने हाथ

तकैए चारू कात

आब की करबै हौ बाप

ई तँ लेबे करतै घाटी

जेना लगैए एकरा उठल छै आँति

सुखलौ घाटक लेतै खेबाइ

नै देबै तँ देत ई रेबाड़ि

सहए भेल मंगला घुरि गेल

पछिमे मुरि गेल।

**भोगी**

ISSN 2229-547X VIDEHA

नाच कराए बानर

चाउर खाए बबाजी

बीचमे तँए अछि सरोकारी

विकासक नाओपर भऽ रहल अछि नाच

मानसिकता, मानसिकता, मानसिकता

पसरल अछि चारूकात

नीक बात

किएक नै हुअए विकास

बिक रहल अछि चारूकात

ब्लड प्रेशर आ डायबिटीजक गोली

संगे-संग

तैयो बबे बनल छथि तियागी

ISSN 2229-547X VIDEHA

भरि जीवन भोजन केलनि बैसारी

ऊपरसँ दवाइयोकेँ बढ़ौलनि बेपारी

भोग करैत-करैत भेल छथि अघोर

तइपरसँ रटना लगेने छथि ताबड़तोर

स्वर्ग जाए चाहैत छथि सोरपोर

हमरा बीचमे हुअए कोनो नै बाधा

हम सबदिन रहलौं मधुशाला

बनलै तँ अछि विचारशाला

जइमे लटकल अछि बड़का ताला।

**छठि**

पोखैरक चारूकात

बनौलक गौआँ घाट

ISSN 2229-547X VIDEHA

भरल पथिया लऽ धेलक सभ बाट

पहुँचल सभ हाली

सजेलथि अपन-अपन डाली

जरबाक लेल तैयार भेल दिआरी

हाथिओ केलक अपन तैयारी

जरैत कुरनीपर दीप धेलक माथपर

अछि आथी बैसल आइ घाटपर

टौकना, खमरूआ, सुथनी, हरदी, आदी

सभ पुराओत अपन-अपन फर्ज

चुकाबए चाहैत अछि अपन कर्ज

सूर्यकेँ देत सभ अर्घ।

**फंदा**

ISSN 2229-547X VIDEHA

जखने करब नखरा

सभ कहबे करत हमर दऽ दिअ बखरा

जँ अहाँ रहब शांतचित

भेटत अपन सभ परचित

करब अहाँ कल्याणक काज

सभकेँ हेतै अपने-आपपर लाज

लाज सिखबैत अछि काज

आ मुँहो मोड़ैत अछि हठात्

भऽ जाइत अछि कोनादन

धऽ लैत अछि अमती काँटसन।

**धर्मात्मा**

ISSN 2229-547X VIDEHA

धर्मात्मा होइ छथि तियागी

तियागी कहल केकरा जाए यौ भैयारी

वएह ने

जे केलनि तियाग

आकि ओ

जे भोग केलनि वेसुमार।

मजदूर, हरबाह

भिनसरसँ साँझ धरि

सभ देह धुनैए

उचित बोनि मात्र दू सेर पबैए

एक सेर बेच लऽ दोकान जाइए

नोन, तेल, हरदी, गोटी किनैए

ISSN 2229-547X VIDEHA

बचलाहा एक सेरसँ सभो परानी पेट चलबैए

भरि दिन तँ ओहो खटबे करैए

अहीं कहू,

ई केहेन मशीन एले

हिसाब जोड़ैकाल

ऊपरे-ऊपर नजरि दौड़ौलकै

एकर तियागपर नजरि नै खिड़ैलकै

भागीकेँ धर्मात्मा कहि गेलै।

**खास**

खास जगहक खास आदमी

खास जिनगीमे खास बात

देशक नामपर भऽ रहल अछि ई खास

ISSN 2229-547X VIDEHA

मुदा

जखने देश एक परिवार

सभकेँ चाही रोजगार

खुशी चाही सबहक घर-द्वार

आकि इहोमे करबै बेपार

गुजरि गेल मध्यकाल आ भक्तिकाल

मुदा

पाछु मुँहे लुढ़कल किएक जाइ छी यौ महराज।

लघु कविता-

**प्रकाश**

ज्ञानक परकाश

जाइत अछि ओत्त तक

ISSN 2229-547X VIDEHA

जत्त कियो नहि जा सकत हठात्

मुदा

ज्ञानो भऽ जाइत अछि गुलाम

सांकृत्यायन पड़ै छथि मोन घराम।

(2)

हनहनाइत, भनभनाइत ओइ स्वरकेँ

सुनैले नहि छथि कियो तैयार

जाहिमे मात्र ओ मात्र गाओल जाइत अछि

सनातन गीत

कियो नहि बनए चाहैत छथि मीत

करए जे पड़तनि हुनक दर्दसँ प्रीति।

(3)

भकोभन ओइ अन्हार कोठरीमे

ISSN 2229-547X VIDEHA

जइमे काजर सन कारी राति दिनो कऽ बुझाइत

अहीं कहु यौ भाय

तखन शीशामे कोना देखाएत

ओकर चित्र कोना अएत?

**श्रोता**

भागवत वाचन शुरू भेल

श्रोता सभ आबि-आबि जगह लेल

चारि तरहक श्रोता बैसल छथि

अपन-अपन काज-ध्यानमे मग्न छथि

बाचको आ श्रोतो

एक तरहक श्रोता

ISSN 2229-547X VIDEHA

भागवत सुनि नीकक प्रचार करै छथि

दोसरोकेँ नव गप्पसँ अवगत करबै छथि

मुदा दोसर

दोसर श्रोता अंगीकार करै छथि

मुदा बजै नहि छथि बिना पुछने

तेसर श्रोताक देखियो

बैसल छथि भागवत प्रबचनमे

मुदा ध्यान छन्हि व्यापार मंडलमे

घुरिआइत-नुरिआइत

स्पष्ट अिछ जे किछु नै पेला ई

प्रसादटा खेला ई

चारिम श्रोतापर करू विचार

ISSN 2229-547X VIDEHA

ई छथि मुदा सदाचार

सुनितो छथि आ गबितो छथि

अपन जिनगीक क्रियासँ मिलैबतो छथि

ओतबे नहि

डेन पकड़ि पछुएलहाकेँ खिचितो छथि

आ

ठमकलहाकेँ धक्का सेहो लगबैत छथि।

**कल्याणी**

कल्याणी नाओसँ लगैत अछि जेना

केने हेती ई किछु एहेन काज

जहिसँ भेल हएत कल्याण

वा हेतै कल्याण

ISSN 2229-547X VIDEHA

मुदा से भेल आकि नहि भेल

एत्ते धरि जरूर भेल

भाग्य-तकदीर सभसँ पैघ होइत अछि

से कहि जरूर गेलि।

**देश**

हमर देश

किछु लोक खेल रहल छथि धुरखेल

खुट्टीसँ आगाँ पड़ल बड़का देवाल

देवालक भीतरे लागल अछि मड़कड़ी चारूकात

इजोत चकचकाइत अछि

दिने जकाँ राइतो बुझाइत अछि

चुट्टी-पिपड़ी छोड़ि सभ किछु देखाइत अछि

ISSN 2229-547X VIDEHA

मुदा

देवालक अंतिम खुट्टीसँ ओम्हरे

भऽ रहल अछि मनोरंजन

हेबक सेहो चाही

जरूरतसँ ऊपर उठि गेलापर

स्वभाविक अछि

मुदा देवालसँ इम्हर

बोन-झार सदृश्य मनुक्खक जरल रूपक

खेखनैत स्वर कियो सुनैबला नहि

चारि तरहक नाओ रचैबला लोक

देशक भीतरेमे बड़का देवाल ठाढ़ करैमे

अपनो उड़ैलनि होश

ISSN 2229-547X VIDEHA

कऽ रहल छथि किलोल

हमर देश अछि अनमोल

एक्कैसमी शदीमे चलि रहल अछि ताबड़तोर

आश्चर्य

चहारदेवालीक भीतर मात्र ई गनगनाइत अछि बोल

भऽ रहल अछि भोजक बदला भोज

मात्र ओम्हरे अछि ई गरदमगोल

माने चहारदेवालीक ओहि पार

पुंगबैत अछि अपनाकेँ मनोरंजन योग

परती-पराँतमे रहएबला दिनकट्टू

जनमे काल भेल छल मइटूगर

ISSN 2229-547X VIDEHA

छेँटगर होएबासँ पहिने

ई कहबैत छल दूधकट्ठू

आइ दुनू हाथ जोड़ि

दू साए फीट एन.एच. सड़कक कातमे

हजारक-हजार कहबैत अछि दिनकट्ठू

पएरमे चट्टी नहि छै पहिरैले

चलऽ मुदा पड़तै पक्की सड़कपर

शीशा-काँटी पसरल सड़कपर

खाइ-पीबैक नहि छै जोगार एकरा

आ नै छै कोनो रोजगार

चारूभरसँ खाली सुनै छै

- जल्दी जोड़ि लैह सरोकार तूँ

एक्केस्मी सदीक समाज तूँ।

ISSN 2229-547X VIDEHA

**भाषा भेद**

हमरा सबहक माथपर

पसरल अछि मरलत्ती जकाँ किछु

कियो सुचिंतक नहि जे

चिंतन करता एहिपर

ई कथी लतड़ल अछि सभपर

मुदा दुर्भाग्य

एहिमे छिपल अछि किछु बात

जाहिमे अछि नहि एक्कोटा पात

सबहक कहब छन्हि

“ई आगाँ चलि कऽ

करत प्रदूसन साफ

ISSN 2229-547X VIDEHA

जीबैक लेल स्वच्छ हवा-बसातक

अछि जहिना खगता

करत ई दूर सबहक बेगरता।”

देखा चाही ई दूर करत प्रदूसन

आकि करत सभकेँ निपत्ता।

२

राजेश मोहन झा 1981-

ISSN 2229-547X VIDEHA

उपनाम- गुंजन, जन्मस्थान- गाम+पत्रालय- करियन, जिला- समस्तीपुर, हास्य कविताक माध्यमसँ समाजक विगलित दशाक वर्णन। बाल साहित्यमे विशेष रुचि।

कविता

**घुरना मोन पड़ैए**

घुरना मोन पड़ैए रौ उगना मोन पड़ैए।

भागल बौरहबा खेत-पथार दिश,

नहि देखलक हमर अश्रुधार दिश,

कंठ पियासे सूखि रहल अछि

केओ दरस नहि दैए

कतऽ पड़ा गेलैं रौ बतहा

ISSN 2229-547X VIDEHA

आनि कऽ कुरता पहिरा दे

एखनहिं समाद पठौलनि खलीफा

भांगक आश लगैए

रौ घुरना हमर बात तौं माने

दौड़ चडेरी चूड़ा भरि आने

कहँ झटहीकँ भूजि देथि

भूखक आभास लगैए

राति भेल जुनि होउ निपत्ता

बुन्न झड़ै अछि आनू छत्ता

नहिं छूटत हथियाक ई झपसी

सभटा धान डूबैए।।

ISSN 2229-547X VIDEHA

१.शिव कुमार झा-शिवकुमार झा टिल्लू २.

**मुन्नाजी**-हाइकू ३.किशन कारीग़र

१.

शिव कुमार झा-शिवकुमार झा टिल्लू

**स्निग्ध-स्वाती**

झिहिर-झिहिर ना हे पिया,

झिहिर-झिहिर ना!

झहरय स्निग्ध स्वातीमे बदरा,

ISSN 2229-547X VIDEHA

झिहिर-झिहिर ना...!

परम सुहावन मास विरह हिय,

टपकए नेहक बुन्न

ललित पवनमे ठिठुरि रहल छी,

जीवन भऽ गेल सुन्न

टपकए विरहक अश्रुलाप ई,

झिहिर-झिहिर ना...

तृप्ति-तपित सितुआक कल्पना,

उपटल अर्णब तट मोती

अहाँ बहएलहुँ निरस जीवनमे,

किए अगम दु:ख सोती?

मिलनक आश कानए पैजनियाँ,

झुनुर-झुनुर ना....

ISSN 2229-547X VIDEHA

कांति श्रवित माणिक्य बनल,

मदमत्त भेल गजराज

मुग्ध जहानक रम्य प्रहरमे,

फफकि गेलहुँ हे ताज!

तोड़ू वेदनाक डोरि ई,

झमड़ि-झमड़ि ना.....।।

(2) घटा बसन्ती

कूकू केर मादक स्वर सुनिते,

सिनेहातुर मन चहकि उठल

उबडुब आनन हरियर कानन,

"घटा वसन्ती" धार बहल।

तितली रूनझुन नीरज रससँ

कएलक झंकृत सकल जहान

ISSN 2229-547X VIDEHA

अपन मनोरथ सिद्धि करऽ लेल

प्रेयसी कएल त्रृतुराजक गान।

उमड़ि रहल नव तरूणी यौबन

रसस्नात भेलि चंचला-गात

पुष्प सेजपर मिलन सम्मोहक

चभटि गेल अछि दुनू पात।

जर्जर वृद्धा आ सुखल वृद्धमे

धुरि आएल पुनि कामुक जान

भागि गेलनि धर्मराज देखि कऽ

ऋृतुराजक ई अनुपम शान।

हॅसी-खुशीसँ चल-अचल जीवन,

ताकि रहल होरी केर वाट

जड़-चेतनक सुरभित कांति देखि कऽ

ISSN 2229-547X VIDEHA

कएलक गान हृदयसँ भाट।

रंग-विरंगक अवीर गुलाल संग

नाचि रहल उन्मादित होरी

सृष्टि मनोहर चक-चक तरूवर

मॉतल चह-चह चहुँदिशि जोड़ी।

चैतावरक ओँघाएल कलरब

अग्निदेव केर जुआरि बढ़ल

एकल जहानमे कलकल जीवन

मादकता स्वर्गोकँ जीतल।।

२.

ISSN 2229-547X VIDEHA


**मुन्नाजी**

हाइकू-

१

नाम बदलि

साइबर क्राइम

पकड़ा गेला

२

गहींर दोस्ती

ISSN 2229-547X VIDEHA

जग कैल विध्वंश

खुशी भेल

३

बाढ़ि आयल

मुख्यमंत्री धनिक

चुड़ा बटल

४

अइंठ धो कऽ

कोठा कोठामे भेल

प्रतिष्ठा पैघ

ISSN 2229-547X VIDEHA

५

मुसक बिल

सत्तामे भागीदारी

वास साँपक

६

निसाँ चढ़ल

सब सत्य कहलनि

लोक सभ्य

७

छुच्छे प्रचार

जातिक फुटौव्वल

मिथिला राज्य

ISSN 2229-547X VIDEHA

८

अल्लाक देन

पेट भरै लए मारि

सड़क छाप

९

गारि गञ्जन

पेट भरैए एतै

कान मुनै छी

१०

ISSN 2229-547X VIDEHA

जतन भरि

पोसि पालि रखलौं

निभरोस छी

११

एहेन पढ़

दु टा बरु समाज

बचौ घर

१२

अंग्रेजी असर

मैथिली बिसरल

चाही मिथिला

ISSN 2229-547X VIDEHA

१३

नवका पीढ़ी

तकनीकीक जोर

संस्कारहीन

१४

आक्रान्त शहर

सरकार उदास

असगरे छी

१५

घटल जग्गह

ISSN 2229-547X VIDEHA

बनै बीस मंजिला

लोक बढ़ल

१६

पूत कमाऊ

बढ़बैए इज्जत

शेष बेकार

१७

बढ़लै मन

मंगल पर लात

नीचाँ प्रदूषण

१८

ISSN 2229-547X VIDEHA

सुख सुविधा

बढ़बैए बीमारी

गमैये नीक

१९

पाइक जोर

वासमति चर्चित

भाते भूखल

२०

तुम्मा फेरी

सटक सीताराम

नाम गायब

ISSN 2229-547X VIDEHA

३.


किशन कारीगर

परिचय:-जन्म- 1983ई0 कलकता मे मूल नाम-कृष्ण कुमार राय किशन'। पिताक नाम- श्री सीतानन्द राय नन्दू'माताक नाम- श्रीमती अनुपमा देबी। मूल निवासी- ग्राम-मंगरौना भाया-अंधराठाढ़ी जिला-मधुबनी बिहार। हिंदी मे किशन नादान आओर मैथिली मे किशन कारीगर के नाम सँ लिखैत छी। हिंदी आ मैथिली मे लिखल नाटक आकाशवाणी सँ प्रसारित एवं दर्जनों लघु कथा कविता राजनीतिक लेख प्रकाशित भेल अछि। वर्तमान मे आकशवाणी दिल्ली मे संवाददाता सह समाचार वाचक पद पर कार्यरत छी। शिक्षाः- एम फिल पत्रकारिता एवं बी एड कुरूक्षेत्र विश्वविद्यालय कुरूक्षेत्र सँ।

ISSN 2229-547X VIDEHA

## बँटवारा

किेयो धर्मक नाम पर किेयो जातिक नाम पर

किेयो पैघक नाम पर किेयो छोटक नाम पर

एहि समाजक किछू भलमानुस लोक

अपने मे कऽ लेने छथि बँटवारा।

हे यौ समाजक कर्ता-धर्ता लोकनि

किएक करेलहुँ अपने मे बटवारा

आई धरि की भेटल एतबाक ने

छोट पैघक नाम पर अपने मे मैथिलक बँटवारा।

आई धरि शोक संतापे टा भेटल

ISSN 2229-547X VIDEHA

आबो तऽ बंद करू एहेन बँटवारा

नहि तऽ फेर अलोपित भ जाएत

मिथिलांचलक एकटा ओ मैथिल ध्रुवतारा।

हे यौ मिथिला केर मैथिल

जूनि करू अपने मे बँटवारा

ई मिथिला धाम सबहक थिक

एक दोसर केर सम्मान करू ई बड़ड निक।

हम कहैत छी मैथिलक कोनो जाति नहि

सभ गोटे एक्के छथि मिथिलाक ध्रुवतारा

नहि कियो पैघ नहि कियो छोट

आई सभ मिलि लगाउ एकटा नारा।

ISSN 2229-547X VIDEHA

कहबैत छी बुझनुक मनुक्ख मुदा

बँटवारा कऽ तकैत छी अपने टा सूख

एक बेर सामाजिक एकता लेल तऽ सोचू

गोत्र सगोत्रक फरिछौट मे आबो तऽ ओझराएब छोरू।

हम छी मिथिला केर मैथिल

हमर ने कोनो जाति अछि

सभ मिली मिथिला केर मान बढ़ाएब

आई सभ सँ "किशन" एतबाक नेहोरा करैत अछि।

एक्कईसम शताब्दी नवका एकटा ई सोच

नहि कोनो भेदभाव नहि कोनो जाति-पाति

ISSN 2229-547X VIDEHA

सभ मिली हँसी खुशी सँ करब एकटा भोज

एक्के छी सभ मैथिल गीत गाउ आई भोरे-भोर।

सबहक देहक खून एक्के रंग लाल अछि

मुदा तइयो जातिक नाम पर बँटवारा भऽ गेल अछि

सपत खाउ आ सभ मिली लगाउ एकटा नारा

आब नहि करब धर्म जातिक नाम पर हिंदुस्तानक बँटवारा।

१.सतीश चन्द्र झा- **सौँसे बिहार एखनो बेहाल।**

२.रामविलास साहु

कविता-**कोशीमे समाएल जिनगी**

ISSN 2229-547X VIDEHA

१.

सतीश चन्द्र झा

**सौंसे बिहार एखनो बेहाल।**

दुख व्यथा बिहारक बाँटि सकय
ओ जन्म कहाँ ल' सकल लाल।
सौंसे बिहार एखनो बेहाल।
सौंसे बिहार एखनो बेहाल।

बीतल चुनाव सरकार बनल
मत पड़ल विकासक आशा मे।
जातिक टूटल सभ समीकरण
डूबल प्रतिपक्ष निराशा मे।

उतरल नभ मे नव आशा के
जागल प्रभात नव किरिण लाल।

ISSN 2229-547X VIDEHA

सौंसे बिहार एखनो बेहाल।

अछि भाग्यहीन सत्ते बिहार
नहि बदलि सकल तकदीर एकर।
रौदी अकाल बाढ़िक प्रकोप
दाहर सुखार तस्वीर एकर।

नहि जानि विधाता छथि लिखने
की ल' बिहार के वक्र भाल।
सौंसे बिहार एखनो बेहाल।

नक्सल बादी के बंदुक सँ
पसरल अछि सगरो केहन आगि।
छै राजनीति के खेल बेल
नहि त' ई जइतै कतौ भागि।

जौं नहि रोकत सरकार आब
रक्तिम भ' उठतै नदी ताल।
सौंसे बिहार एखनो बेहाल।

उतरत उद्योग एतय कहिया
बिजली कहिया चमकत सगरो।
मजदूर जाएत नहि दूर देश
रोजगार एतय भेटत सगरो।

भूखल दूखल के जीवन मे
कहिया लौटत सगरो सुकाल।
सौंसे बिहार एखनो बेहाल।

साहित्य हमर मरि रहल आइ
अछि कहाँ सृजनता ओ पहिलुक।
सम्मान लेल छथि लीखि रहल
अधिकांश लोक व्यर्थे एखनुक।

अप्पन भाषा के मान लेल
कहिया जागब बाँटब गुलाल।
सौंसे बिहार एखनो बेहाल।

२

रामविलास साहु

कविता-

**कोशीमे समाएल जिनगी**

बाउलक ढेरपर हमर गाम समाएल

कोशी पेटमे हम छी बिलाएल

कड़ोरो दिलक बनेने अछि फटेहाल

मैथिली छी हमर भाषा कऽ पहचान

मुदा,

कोशी बनल अछि विकाशक बाधा

मैथिलीक पोथी अछि कोशीमे समाएल

पढ़वाक नहि अछि मौका कोशी देत धोखा

जिनगी बनल अछि हमर कंगाल

झौआ, पटेर, काश खगरा हमरासँ करैए रगड़ा

बाल बच्चाक जिनगी बाउलमे समाएल

की खाएब की पीयब सोचेत छी पचताइत

जखन खाएब पीयब नीक

तखन सोचबो करब नीक

अखन तँ नहि अछि गाम घरक ठेकान

जान पहचानसँ दूर रहे छी

ई कोशी हमर बनल अछि जंजाल

हमर भविष्य बाउलपर  बनल अछि बेकार

तैओ नहि अछि कोशीकेँ दया

(वर्ष ३ मास ३६ अंक ७१) http://www.videha.co.in/ मानुषीमिह संस्कृताम्
ISSN 2229-547X VIDEHA

बाढ़ि-पानि अछि हमरा करैत हानि

गाम घरक ने कोनो ठेकान

कोशीमे घुमैत हमर जिनगी बनल अछि घुमन्तु

हिंसक जीब-जन्तु बीच बनल रहै छी रमनतु

हमर नहि कोइ बाटैए दु:ख

सरकारो बनल अछि बेमुख

हम छी बेसहारा कोनो नहि अछि सहारा

हम बाल-बच्चा संग बनल छी बेचारा।



कालीकान्त झा बूच

ISSN 2229-547X VIDEHA

अंतिम- कविता

**कहिया धरि उदासी**

हम प्रिय परदेश वासी

कोना ई मधुमास काटब

निरस काटब पकड़ि पासी

रमस बहसल वाटिका अछि

भ्रमर बहसल रंगसँ सखि

हम तँ दहसलि अपन मोनक

उठल सुप्त तरंगसँ सखि

जे छलि सुअंग स्वामिनि

से भेली अनंग दासी

ISSN 2229-547X VIDEHA

नव वसंग उमंग आएल

पूरल सबहक कामना सखि

शूलसँ घेरल मुकुलवत

हमर तँ अराधना सखि

चलि रहत चलिते रहल

नहि जानि ‘‘कहिया धरि उदासी।’’

गंगेश गुंजन

## राधा- २६ म खेप

ISSN 2229-547X VIDEHA

समय स्वयं सिरमा मे रखने जलक खाली
बासन,

अछि पियास सँ बिकल मुदा सबटा इनार आ पोखरि

कोना जानि ने बिसरि गेल अछि तकर प्रयोग आ
रक्षा

प्रकृत जन्म भेल इच्छाक नहि क' रहलए लोक निबाह

अछि समुद्र मे माछ जकाँ पर तृप्त ने छैक पियास

केहन परिस्थिति केहन बुद्धि केर  की बनलछि बिडंबना

केकरो बुझबा मे नहि आबय ई नव युग केर
रचना

कि सब कोना कोन कोन विधियें पसरि रहलए घर-घर

सलिलक स्वतः धार बहइत जे छल बहैत सब

ISSN 2229-547X VIDEHA

जीवन ठमकल ठमकल दुःक्ख मे भारी डेग-डेग पर क्षण-क्षण

बिनु थकनीयें बैसि जाइत अछि सोच मे पड़ जाइत अछि

बिलकुल्ले पसरल जाइत ई नबका मोनक रंग ढंग

बिना युद्ध केर प्रतिदिन प्रति घर भ' रहलए जे हताहत

घोर अशान्ति भरल बेशी मन चिन्तें अछि उद्विग्न-उन्मन

कारण तेहन नुकाएल गोपन बूझि ने पाबि रहल लोक

अधबयसे मे युगक ताल देखि भोगि नचारी गबइत लोक

समय बनल जाइत अछि दिन-दिन स्वयं मूर्त्ति लाचारीक

ISSN 2229-547X VIDEHA

सभ शरीर सँ प्राण जेना सूखल जाइत अछि पल-पल

अधिक लोक जेना बनि चुकलए बौक, कतोक
बहीर

शेष जीवनक नब ढर्रा सँ आतंकित आ
अधीर

आब परस्पर गौआँ-गौआँक रहि ने गेल आप्तता

सब जेना सब सँ नुकाएल ताकय बचबा केर
रस्ता

तें अनेर मे आओर अकारण पसरि रहल अछि
दूरी

ISSN 2229-547X VIDEHA

ककरो पर ककरो ने जेना बाँचल अछि आब
विश्वास

बहुत लोक गुम्म, बेशी दुखिया आरो बहुत
उदास

ई कोन युगक प्रवेश भेल अछि ओहन शान्त जीवन
मे

कर्मतृप्त मनुखक समाज मे केहन अशुभ से होएब

बेशी हाथ कपार धेने चिन्तित बड़ ब्याकुल-
ब्याकुल

प्रत्यक्षें तँ शान्त जेना किछु भेले नहि हो
किछुओ




ISSN 2229-547X VIDEHA

किन्तु लोक जीवनक अंतः उद्वेलित आगि
जरैत’छि

सब सहिये रहलए लेकिन व्यथा अपन ने कहैत’छि

देह मोन आ प्राणक मध्य मे की अछि जीवन केर
सूत्र

अछि दर्शन,आस्था बा युग सँ कहल-सुनल
अनुबन्ध

नहि बूझल होइछ बेशी क्षण एखन उठाएब
प्रश्न

देह विकलता मे अपना द’ अनमन अपने
सन

ISSN 2229-547X VIDEHA

मारि ठहक्का हँसय प्राण चकित चुपायल
मोन

सभ अछि सबमे तैयो अपना अज्ञाने
लाचार

जुड़य सभक अस्तित्व एकहि मे एक तंत्र
संचार

बोधक भिन्न स्थिति रहितहुँ अछि एक बिन्दु पर
सम

पूर्व गान केर हेतु जेना स्वर-शब्द लयक हो
नियम

बिना प्रयासे स्वतस्फूर्तित ओना होइछ सब
क्रिया

ISSN 2229-547X VIDEHA

किन्तु आइ काल्हि ताहू मे  होअय लागल व्यतिक्रम

देह-मन आ प्राणक मध्य घटि रहल जेना हो समन्वय

पहिने छल सब क्रिया बोध आ निष्पादनक सहजता

आइ जेना टुटि गेल सूत्र हो आपसक तत्परता

एक देह-मन-प्राणक सृष्टिक सुन्दर एहन महल मे

आब जेना क' रहल वास हो तीनू एकसर एकसर

तीनू ताकि लेने हो जेना अप्पन निष्क्रिय एकान्त

ISSN 2229-547X VIDEHA

तीनू मे बाजा भूकी नहि तीनू निपट अशान्त।

ई अनुभव कि खसल एकाएक कोनो मेघ सँ पानि
जकाँ

ई अनुभव कि जीवन मे आएल नोतल कोनो
नोथारी

ई अनुभव कि आयल कोनो बनि समधियान केर भार
मे

ई अनुभव कि आबि रहलए कीनि क' हाट-बजार
सँ

ई अपनहि देह-मन-प्राण मे एतेक समाद
हीनता

ISSN 2229-547X VIDEHA

सोझाँक सहज प्राप्त सुख पर्यन्त बनल जाइत अछि
दुर्लभ

कारण किछु प्रत्यक्ष कहाँ अछि कहाँ साफ किछु
लक्षण

मात्र अदृश्य संदेहक छाया सँ असुरक्षित
आँगन

दूरी बढ़ल जाइत अपना मे, बिन बातहिक
परस्पर

टूटल संबंधक स्थिति सम आँगन मे घर
घर

चौंकलि राधा, दुब्बरि गता उठलि चललि डगमग डग

ISSN 2229-547X VIDEHA

ई अनुभव आएल अवश्ये.बड़ बुधियारी
बाटे।

हँ बुझबा मे अबैत अछि आब ई आ'ल हाटे- हाटे इ आएल हाटे-हाटे।

हाट बनल नब बाट जेना जीबाक सब
तरहे।

सभ बाट पर आब जनमि रहलए बन-झाँखुर। लोक लाचार । असमंजस मे - की करी, की नहि, कोन बाट चली एहि दुःख-दुविधा मे जे एक तँ ओहनहुँ छलैक कहाँ किछु विशेष हाथ आब तँ जेहो छलैक अपन अधीन, अपना योग्य, सभ भेल जा रहल छैक बेहाथ। किछु तं अपनहि घरक नवताक अन्हर-बिहाड़ि मे आ किछु भरि समाजक बदलि रहल दृष्टि आ व्यवहारो मे। यद्यपि कि सभक दुःख-दुविधा छैक रंग-रूप एक्के। मुदा से नहि बूझि पबैये लोक एकरा एना भ' क 'एहि रंग मे जे भ' रहलए सब किछु अंग-भंग। जीवन यापनक पारंपरिक बाट पर चलैत, सहैत जाइत सबटा नबका-नबका आघात जे प्रत्यक्ष मे तं छैक बड़ गंहीर स्नेहक स्पर्श, मुदा प्राण के थकुचि रहल छैक एक एक पल। कत' सँ ई कोन रोगाह वायु बहैत आयल छैक सभक बुद्धि बौआयल सभक हृदय

ISSN 2229-547X VIDEHA

घायल छैक। ताहू मे बेशी तं बनल छैक विडंबना ई, एहि सबक जड़ि छैक आन नहि, अपनहि सब ई यथा-पुत्र,पुत्रबधू, आ संगी-साथी सब। बहि रहल एहि बसात संग बेश गदगद अछि, बिनु बुझने एकर असरि। काल्हुक भविष्य पर अधिसंख्य नब लोक अपन-अपन फूकि रहलए घर। के बुझबय ? बूझक सेतु पुरना लोक सबकें राखल जा रहल अछि कतिया क'। नबके लोक सम्हारि रहल अछि नब युगक रासि। बढ़ा रहल गाड़ी के हाँकि क' एहि तरहें जेना कोनो दुपहियाक गाड़ी नहि, समस्त पृथ्वीये होथि गुड़का रहल, अपना सामर्थ्ये,अपनहि बुद्धि-ब्योंत सँ-आगाँ। समाज, बयसक पुरान ठकमूड़ी लगौने बैसल छथि चुपचाप, सबटा देखैत!

तँ कि ई प्राण जे थकुचल जाइत बुझाइत अछि दिन राति से नहि थिक एकमात्र हमर?लोकोक बहुत छैक आन अपन। तँ कि छैक व्याकुल हमरा सँ पृथक किछु लोक, तँ कि ई संसार, समाज बनल छैक ओतहु आन? छोड़ि सर-संबन्धी कि ओतहु कएने छै असकर अपनहि दुःखक ज्वाला मे कि जरैत अछि आनो घर एहन विपत्ति नव प्रकारक आ पहिले पहिल स्वभावक, तँ कि अछि प्रारंभ ई अनुभव केर नबका आवक-जावक? चीन्हि ने पाबी हम यद्यपि एकरा कोनो आँखिक विचार सँ द्विविधे दुविधा अछि प्रति पल प्रश्न सोझ सन्सार सँ अछि एही मे शुरू मनुक्खक कोमल संवेदन सब मौलाएब, टूटि खसब गाछ सँ पात जेना सुखायल क्रमशः

ISSN 2229-547X VIDEHA

पातक संगहि डारि, ध'र आ पूरा गाछ, सुन्न कएल जाइत जीवन रस सँ धराशायी भ' जाइछ गाछ तँ तथापि मरि-सुखा क' रहि जाइत अछि उपयोगी जाड़नि बनि जरि चूल्हि बनाबय, आबाल बृद्धक भोजन, जड़काला- हाड़कंपौआ ऋतु मे धधकि क' दिअय जीवनक ताप, मुदा मनुख-जीवन, ई देह- समस्त बिलक्षण, प्रकृतिक अनुपम सृष्टि पृथ्वी पर अनुपम जीवित सेहो एहन निरर्थक बनल अकार्यक देहक जीवन हो अंत तखन पर्यन्त लिअय फेरो समाज,परिवार,प्रकृति सँ काँच-सुखायल गाछ जे होइछ काठ, देह कें अंतिम परिणति धरि पहुँचाबय मे,शरीर-मृत मनुक्ख शरीर डाहै मे करबा लैत अछि खर्च जाइतो-जाइतो।

-'हम-हम नहि राधा, तों..की सब सोचैत छें ...पुछैत राधा, कहैत राधा,सुनैत राधा..एखनहि केहन छल आत्म मुखर सक्रिय स्पन्दित ! मिझा गेल डिबिया जकाँ रहलए केना धुँआइत, प्रश्नक कोनो टा उत्तर नहि, कोनो टा ने बात-संवाद मात्र दीर्घ निश्वास-दीर्घ निश्वास- 'कोना छी अहाँ कृष्ण, कहाँ छी, किएक छी ? एहन समय हमरे जीवन मे किएक एतेक रास जेहो नहि लेने ऋण  तकरो भरि रहल छी सूदि, मूर धएल जसक तस अदृश्य कोनो बणिकक हमर पल, दिन, मास बर्ख चुकबैत अपन एक-एक साँस । एहन स्थान किएक बनि गेलय इएह हमर ई मन? भरि संसारक बस्तु, व्यक्ति, व्यक्तिक सब कार्यकलाप, क्रीड़ा आ सब कर्मक बनि गेल अछि सुलभ आँगन। जेकरा जखन सुभीता आबय क' लिअय व्यवहार।

ISSN 2229-547X VIDEHA

हमही आँगन हम मुदा ठकमूड़ी लेने ठाढ़ । कहि ने सकी केकरो निजताक बोझ, एकर संताप, बुझा सकी ने अपन एहि वर्तमानक कुटिल यथार्थ , हमर अर्थ छिड़ियाएल जेना कृषकक बीयाक छितनी-पथिया हो, बागु कर' खेत जाइत काल बाटे मे गेल हो हेराय, जतबा जे बिछि-समेटि सकलौं, हँसोथि-हँसोथि, खिन्न मन कर्माहत देहें यथोपलब्ध बीया कयलौं बागु ! घुरल हो ओहि प्रचण्ड रौद कें दैत ललकार घर आ बनल तथापि जीवन क्रम मे गाम मे स्थिर आशान्वित, फसिलक भावी उपलब्धिक दिस आश्वस्त, मुदा पुनि जतबो बीया छीटल गेल हो, घामे-पसेने खेत जोति तैयार कएल गेल मे तकरो  सब कें चुनि क' ल' चल गेल हो चिड़ैक महा हेंज, एम्हर एक दिस निश्चिन्तता मे गबैत मनक भवितव्य, ओम्हर दोसर दिस सुन्न कएल बनि गेल हो खेतक गर्भ ! एम्हर निरन्तर बीया मे अंकुरयबाक , माटि के फोड़ि जन्मबाक-बढ़बाक, बढ़ि क' फसिलक गाछ विकसवाक अहो दिवस मर्मांतक प्रतीक्षा...ओम्हर जन्म सँ पहिनहि कोखि कें रिक्त करैत काल-गति, ई एहन हमरे टा किएक कर्माहत हमरे टा किएक वर्तमान ! आकि बोगि रहलए एहने आ यैह व्यथा आनो आन ?'

सोचैत राधा छोड़लनि नमहर श्वाँस..। जानि ने कखन-कोना लागि गेल रहनि राधा कें आँखि। नहि जानि कखन बैसले बैसलि ओंघड़ा गेलीह ओ पटिया पर।

ISSN 2229-547X VIDEHA

जन्म तिथि -३० दिसम्बर १९७८; जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी ; शिक्षा- स्वामी विवेकानन्द मिडिल स्कूल टिस्को साकची गर्ल्स हाई स्कूल, मिसेज के एम पी एम इन्टर कालेज़, इन्दिरा गान्धी ओपन यूनिवर्सिटी, आइ सी डबल्यू ए आइ (कॉस्ट एकाउण्टेन्सी); निवास स्थान- लन्दन, यू.के.; पिता- श्री शुभंकर झा, ज़मशेदपुर; माता- श्रीमती सुधा झा, शिवीपट्टी। ज्योतिकेँwww.poetry.comसँ संपादकक चॉयस अवार्ड (अंग्रेजी पद्यक हेतु) भेटल छन्हि। हुनकर अंग्रेजी पद्य किछु दिन धरि www.poetrysoup.com केर मुख्य पृष्ठ पर सेहो रहल अछि। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रॊडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि। कविता संग्रह ’अर्चिस्’ प्रकाशित।

ISSN 2229-547X VIDEHA

बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी  धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ऋषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्मंन् ब्राह्मणो ब्रंह्मवर्चसी जांयतामा राष्ट्रे रांजन्यः शुरेंऽइषव्योऽतिव्याधी मंहारथो जांयतां दोग्ध्रीं धेनुर्वोढानड्वानाशुः सप्तिः पुरंन्धिर्योवां जिष्णू रंथेष्ठाः सभेयो युवास्य यजंमानस्य वीरो जायतां निकामे-निंकामे नः पर्जन्यों वर्षतु फलंवत्यो नऽओषंधयः पच्यन्तां योगेक्षमो नः कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद

ISSN 2229-547X VIDEHA

भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपैँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालङ्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मंन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जायतां- उत्पन्न होए

राजन्यः-राजा

शुरेँऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

महारथो-पैघ रथ बला वीर

ISSN 2229-547X VIDEHA

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढानड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोढानड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरंन्धिर्योवा- पुरंन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योवा-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निंकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ISSN 2229-547X VIDEHA

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

## 8.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

## 8.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

ISSN 2229-547X VIDEHA

8.1.1.NEVER SET- - SHEFALIKA VERMA- translated by self 2.Original Poem in Maithili by 

Kalikant Jha "Buch" Translated into English by Jyoti Jha Chaudhary3.*Original Poem in Maithili by*  *Gajendra Thakur Translated into English by* *Jyoti Jha Chaudhary*

ISSN 2229-547X VIDEHA

8.2.1.Son of Soil- Dr. Shefalika Verma *Translated by :* Sanjeev Kumar Varma- 2.Maithili Short-story "shabdashastram" by Gajendra Thakur re-written in English by the author himself.

1.NEVER SET- - SHEFALIKA VERMA-translated by self 2.Original Poem in Maithili by 

Kalikant Jha "Buch" Translated into

ISSN 2229-547X VIDEHA

English by Jyoti Jha Chaudhary3.*Original Poem in Maithili by* *Gajendra Thakur Translated into English by* *Jyoti Jha Chaudhary*

1.

NEVER SET



DR. SHEFALIKA VERMA

O, Ziradai Divine !

A Son of your soil

Bestowed on you

The Status of shrine !!

How can one forget

"The Rajendra Prasad

Who has never stood second."

How do we forget

The Sacrifice,

The Simpicity

Which is lost at present ?

Ah, the deplorable trend

ISSN 2229-547X VIDEHA

Most prevalent today

We all hanker for riches

Whole day, every day !

Rare is the principle of Rajendra

"Simple living,

High Thinking'

Nurtured at Ziradai.

With a devout heart and a polite bow

Recalling the sevices of Rajendra Babu

Adorns our hearts with pride and glow !

Friends, wipe your tears,

Sweep aside your fears

ISSN 2229-547X VIDEHA

For the day shall come

Today or Tommorrow

When the sacrifices he tendered

Will herald a dawn of blissful glory

Followed by the sun of Rajendra's splendour

Which shall not set,

NEVER SET !

translated by self

ISSN 2229-547X VIDEHA

*2*



Kalikant Jha "Buch" 1934-2009, Birth place- village Karian, District- Samastipur (Karian is birth place of famous Indian Nyaiyyayik philosopher Udayanacharya), Father Late Pt. Rajkishor Jha was first headmaster of village middle school. Mother Late Kala Devi was housewife. After completing Intermediate education started job block office of Govt. of Bihar.published in Mithila Mihir, Mati-pani, Bhakha, and Maithili Akademi magazine.

Jyoti Jha Chaudhary, Date of Birth: December 30 1978,Place of Birth- Belhvar (Madhubani District), Education: Swami Vivekananda Middle School, Tisco Sakchi Girls High School, Mrs KMPM Inter College, IGNOU, ICWAI (COST ACCOUNTANCY); Residence- LONDON, UK; Father- Sh. Shubhankar Jha, Jamshedpur; Mother- Smt.




ISSN 2229-547X VIDEHA

Sudha Jha- Shivipatti. Jyoti received editor's choice award from www.poetry.comand her poems were featured in front page of www.poetrysoup.com for some period.She learnt Mithila Painting under Ms. Shveta Jha, Basera Institute, Jamshedpur and Fine Arts from Toolika, Sakchi, Jamshedpur (India). Her Mithila Paintings have been displayed by Ealing Art Group at Ealing Broadway, London.

## The Change Of Era

The bird of mind starts flying inside the egg

Gonu is speechless, Maunu (dumb) speaks

Boys staying at home, girls working outside

Oh dear, oh brother, what a ridiculous thing happening

The bride is insipid and faded

Mother in law is like juicy red mango

ISSN 2229-547X VIDEHA

The son is sitting idle at the village

The father is struggling in Khagaria

I feel shame, but I have to say, I have to bear unbearable

The young just having mustache are quarters of sher (lighter)

People having grey hair are full sher (heavier)

Oh dear, oh brother, what a ridiculous thing happening

One who has only one dhoti to wear

That man says

The current leaders wear

ISSN 2229-547X VIDEHA

Underpants under the Khadis

The swagger exists even on one foot

Both riding on one rickshaw

Going to watch movie having silver coins

Oh dear, oh brother, what a ridiculous thing happening

All actors and dramatist are silent

The audiences dance a lot

Ph. D. Holders are hearing quietly

Fools are doing thesis

The kids of Dom's( lower caste) house wearing kanthi

Panditji is going to Pasikhana

ISSN 2229-547X VIDEHA

Old woman takes Magh bath and youngs have cold in Jeth

Oh dear, oh brother, what a ridiculous thing happening

The husband-wife are paua paasi

Got only bed bugs in return

Or by virtue of God's grace

Got tens-twenties of Khar-Dushan

Some troubling mother

Some troubling father




ISSN 2229-547X VIDEHA

The things are dumped like it's done in Sakri station

Oh dear, oh brother, what a ridiculous thing happening.

3

*Original Poem in Maithili by* *Gajendra Thakur Translated into English by* *Jyoti Jha Chaudhary*

Jyoti Jha Chaudhary, Date of Birth: December 30 1978,Place of Birth- Belhvar (Madhubani District), Education: Swami Vivekananda Middle School, Tisco Sakchi Girls High School, Mrs KMPM Inter College, IGNOU,

ISSN 2229-547X VIDEHA

ICWAI (COST ACCOUNTANCY); Residence- LONDON, UK; Father- Sh. Shubhankar Jha, Jamshedpur; Mother- Smt. Sudha Jha- Shivipatti. Jyoti received editor's choice award from www.poetry.comand her poems were featured in front page of www.poetrysoup.com for some period.She learnt Mithila Painting under Ms. Shveta Jha, Basera Institute, Jamshedpur and Fine Arts from Toolika, Sakchi, Jamshedpur (India). Her Mithila Paintings have been displayed by Ealing Art Group at Ealing Broadway, London.

Gajendra Thakur (b. 1971) is the editor of Maithili ejournal "Videha" that can be viewed at http://www.videha.co.in/ . His poem, story, novel, research articles, epic – all in Maithili language are lying scattered and is in print in single volume by the title "KurukShetram." He

ISSN 2229-547X VIDEHA

can be reached at his email: ggajendra@airtelmail.in

I Don't Know Whether I Will Return Or......

I don't know whether I will return

Or I will die here

Being vanished

Sweeping the house and courtyard

In the village

I used to come home

After giving grasses to the cow

And arranging fire to warm the cattle's house

ISSN 2229-547X VIDEHA

In Punjab afterwards

How good the taste of the tea was!

I was not fagging

After working whole day though

Now I hear that drugs were added in that tea

And then, when the nest of Emmet fell off

In front of the child

The village is recalled

Let's return, our village is calling us

The smell of soil of Mithila

ISSN 2229-547X VIDEHA

The month of mangoes has come

The leaves of the trees must be falling off

The lazbizzi must have spread

Around the base of the tree

I have neither made the root of the tree

Not have I made the pier of the pond

The grasses and spines must have grown

On the foot path of the village

The stars are not seen

The pollution is so high here

ISSN 2229-547X VIDEHA

That has abandoned the moon

From being reflected even in the plate

People call me here something with Bihari

Someone take me to the village

My heart don't feel happy here

When the tin utensils of mother were bought

How much we brothers were happy then

We were eating in that plate by rotating turns

In this city of Delhi

The plate is made up of steel




ISSN 2229-547X VIDEHA

But taste of that food in tin plate

What I had eaten by enjoying taste

I don't know whether I will return

Or I will die here

Being vanished

The living place of the goat

Raking the dry leaves

Spines of acacia

White and poisonous

But not more poisonous than

The white people of Delhi

Such a venomous tongue.

ISSN 2229-547X VIDEHA

And the hatred eyes are even worse

Among the sounds of Bihari! Bihari!

I sell comb, papad and messager

The nigh of winter

Trembling tree

The wind is also equally cruel

The tree in front is hewed

The blood is flowing from it

Reddish white

But turned into marshy solid gum later on

Dried in winter

ISSN 2229-547X VIDEHA

Burnt in summer

These trees

Teach us living alone and at one place

Without being bored

Year after year

The grandmother, who used to give offering of water to the Sun God

She was dropping water on the backyard

The child i.e. me

I used to jump on the water

I don't know whether I will return

ISSN 2229-547X VIDEHA

Or I will die here

Being vanished

<u>Recalling</u>

Unable to remember

Trying to recall

Practicing handwriting with the pen made up of bamboo stick

Writing by tying thread to the nib of the fountain pain

To make the handwriting thicker thereafter

Master Sahib used to be confused

I had harmed myself easily

ISSN 2229-547X VIDEHA

My handwriting is not yet beautiful

I also remember

I used to wander during midday

In the mango orchards to search banjhi sticks

I was named as fool

When I had broken another stem/branch

I couldn't even understand

If flower-panicles were grown

Then I would be eating mangoes next year

Banjhi sticks hadn't have hope

They were only useful in heating

ISSN 2229-547X VIDEHA

I also remember

Picking the castor oil seeds

Getting oil by extracting in mill

The taste of tilkoda fried in that oil !

Knocking the chef of Raajdhani down

The taste of the stinky Kabai fish

The false praise by saying, “What a taste!”

The usage of half kilo of oil in a month

Was giving sorrow of one kilo

No misery.....

I also recall the rice paddy farms

ISSN 2229-547X VIDEHA

Jhilli and kachori (name of snacks)

Picking the leftover rice paddy stems after harvest

Buying laalchadi in exchange of that picked rice-paddies

Playing ‘He whose name is Laalchhadi’ and Satgarhiya

The Mango jabi

Fishing with tackles

Peeling raw mangoes with shells

The sweet taste of raw mangoes after mixing with edible lime

The big dalaan (passageway, open living hall)

ISSN 2229-547X VIDEHA

The Daaun (process of separating rice paddy from the paddy plant with bullocks trampling on them)

The submerged crops in flood

Being destroyed

The kujarnai (women labour) catching while mixing bad crops with the good paddies

The taste of unripe plums from the 'Bhairav Sthan' (worshipping place)

Do you know the story of Bidesar on Sundays?

The Bidesar was worshipped with flower and water pot

Chuda (processed rice flakes) were taken along from the home

ISSN 2229-547X VIDEHA

Returning home after eating after buying curd and jalebi there

The old tree of Indian gooseberries

In the groove of Indian black berries and betel nuts

He was clever

Who could bring the straight sticks

Of Sahar tree for brushing teeth

Kids playing the game of titti

And the game of gulli-danda and kancha

Used to be a long-lasting activity

The bamboo made kansupati of hukka-loli

ISSN 2229-547X VIDEHA

Dipping fabric in the kerosin oil thereafter

We use to set fire on that

Displaying fire-works in the morning of Chhath

Playing a lot in the Judishital

Flood and famine had attacked

I left the village, oh dear friend!

Unable to remember

Trying to recall

By sitting, sitting and sitting.

The Highway Having Six Lanes

ISSN 2229-547X VIDEHA

Mother!

Oh mother, near the rice farms

A highway is made

Of six lane

First three to go and other three to return

There only

What a nice red coloured car

Whose glasses were not open

Were closed

I saw that today

When I was selling birds

ISSN 2229-547X VIDEHA

One child became stub-born

Made the glasses opened and

Had bought all my birds

There was water on child's face

No sooner the window was opened

The cold air came out

From the AC car

The car which was red

Mother!

Oh mother, near the rice farms

A highway is made

Of six lane

ISSN 2229-547X VIDEHA

First three to go and other three to return

Mother!

These are roads of our village, aren't they?

But all people of our village went out

To Delhi and Panjab for earning

The soil made houses in the village

Having roof of straws and tiles

But near the rice farms

The wide roads which is made

Solid

ISSN 2229-547X VIDEHA

The roads, smooth and even better than the houses

I saw that there only

Mother!

I have heard that this is made

So solid and sleek

By the fund of The World Bank

Having six lanes

As shiny as glass !

Mother!

The concrete house of uncle

ISSN 2229-547X VIDEHA

Which was made in the last year

With the different clay

And had fallen off within a few days

Was also made by the government's fund!

That was not as shiny as glass, was that?

People was also living there with fear

That was better collapsing down

But that must also be made up of fraudulent fund

I saw the luxury of that car

Made with the fund of the World Bank

ISSN 2229-547X VIDEHA

I saw that on the six lane highway of our village.

Mother!

This World Bank Fund seems to be a good fund!

Aren't houses made with this fund?

If this good fund would avail food and employment

Then why people would go to Delhi and Punjab

Why would they tolerate abuse by Raj Thakre

Why would they go to be killed in Assam

I have heard that people abuse Biharis

ISSN 2229-547X VIDEHA

Mother!

With this good fund of the World Bank

If our homes were made

Those would not be like the houses made up of clay

Those would be glassy smooth and solid

Like the six lane highway by the rice fields

And if employment were provided by that fund

Then people would stay at home

The houses in village would not be deserted like this is now

Life would be sparkling in our village too.

ISSN 2229-547X VIDEHA

And then our village would have the status worth seeing

And the six lane roads would also have the status worth seeing

If our bodies were also carrying the dresses

Like that dress

Which was worn by the child sitting in that red car!

Mother!

I have the feeling

The road of our village

Is closer to us than the red imported car of the red foreigner is

ISSN 2229-547X VIDEHA

Both appear foreigners

It was felt today

That the air of that car was also not own

It was felt that the car and the air coming from the car

Both were contaminated by my touch

Our village is like a peacock

The six lane road is its feathers

And we are feet of that peacock

Even if the road is in our village, seems foreigner

ISSN 2229-547X VIDEHA

Mother!

While taking goats for grazing everyday

I stay on watching the splendour of the road of our village

Which is having six lanes !

1.Son of Soil- Dr. Shefalika Verma *Translated by :* Sanjeev Kumar Varma-
2.Maithili Short-story
“shabdashastram” by Gajendra Thakur re-written in English by the author himself.

ISSN 2229-547X VIDEHA

1.

Son of Soil- Dr. Shefalika Verma

*Translated by :* Sanjeev Kumar Varma-



Sanjeev Kumar Varma is an Advocate in Supreme Court, Delhi & an Environmentalist. His several articles in Hindi & English on Environment and Human Rights have been published in many News Papers & Magazines like, Times of India, Hindi Hindustan, DISHA from

ISSN 2229-547X VIDEHA

Assam, CEE Journal, RGVN Journal etc. His published book ' WONDERS OF ENVIRONMENT' is a unique book. His book on Human Rights is also yet to be published.

Son of Soil

Dr. Shefalika Verma

*Translated by :*

**Sanjeev Kumar Varma**

Environmentalist, Advocate

“Lives of great men, all remind us

ISSN 2229-547X VIDEHA

We can make our life sublime

And departing leave behind us

Foot prints on the sands of time."

These words of a English Poet are true in letter and spirit in the case of Dr. Rajendra Prasad when we pay tributes to him. He was really one of the most brilliant luminaries of the world in the twentieth Century. He led India to freedom. His sacrifices for our Motherland will be remembered by all generations. He was the mastermind behind the framing of Indian Constitution. His simplicity, politeness and winning demeanour endeared him to every body. There is yet no parallel of Rajendra babu in this Century so far as his photographic memory is concerned. It was he about whom the examiner wrote "The Examinee is better than the Examiner".

ISSN 2229-547X VIDEHA

Even as the President of India he remained at heart an Indian farmer. The story goes that when he was on a tour of countryside as President, a farmer offered him a glass of sugarcane juice. Right when he was going to drink it, his security stopped him from doing so. It might have been harmful to him. Tears rolled down his cheeks evidencing the restraints he had to endure for being the President.

Once I was returning to Saharsa by road in a car alongwith my husband Sh. Lalan Kumar Verma, after getting Darshan and blessings of Deoraha Baba on February 8, 1982. When we reached Ziradai, native village of Rajendra Babu Sri Verma expressed his desire to see the residential house of Rajendra babu. We took a turn towards right from Lalit Chowk on the main road. The house was at a very short distance

